'विदेह' ५६ म अंक १५ अप्रैल २०१० (वर्ष ३ मास २८ अंक ५६) 

वि दे ह *विदेह Videha* विदेह **http://www.videha.co.in** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू ।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

१. संपादकीय संदेश

२. गद्य

२.१.१. अनमोल झा-किछु लघु कथा २.-कामिनी कामायिनी-टूटल तारा

२.२.१.बिपिन कुमार झा-शहीद कऽ चिताकऽ धूँआ क अभिलाषा २.सुजीतकुमार झा-एकटा लाजवाव कलाकार मदन ठाकुर

२.३.जगदीश प्रसाद मंडल-कथा-प्रेमी

२.४.१.खड़ानन्द यादव-गहूमक बोरा, २.-उमेश मंडल-जेहन मन तेहन जिनगी

३.३.रूपेश कुमार झा त्योंथ- खायब की

३.४.शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.५.**गजेन्द्र ठाकुर-गीत-प्रबन्ध**-नाराशंसी

३.६.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा २२म खेप

-



३.७.श्यामल सुमन-कहू कि फूसि बजय छी?

३.८.१.-राजदेव मंडल-**मिझाइत दीया** २.जगदीश प्रसाद मंडल-गीत३.मनोज कुमार मंडल-फैशनक धमाल

-

*६. बालानां कृते-.*  *जगदीश प्रसाद मंडल-किछु प्रेरक कथा*

## ७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

8.1.NAAGPHAANS-PART_VI-Maithili novel written by  Dr.Shefalika Verma-Translated by  Dr.Rajiv Kumar Verma and  Dr.Jaya Verma, Associate Professors, Delhi University, Delhi

8.2.Original Poem in Maithili by Gajendra Thakur Translated into English by Jyoti Jha Chaudhary -The story is outdated

-

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

# १. संपादकीय

## मैथिली गजल शास्त्र-२

**६ सँ १० टा शेर मोटामोटी एकटा गजलक निर्माण करत। मुदा कोनो ६-७ टा शेरकँ एकक बाद दोसर लिखि देबै तँ गजल नञि बनि जाएत।** एहिमे दू-चारि टा गपपर ध्यान देमए पड़त।

जेना वर्ड डोक्युमेन्टमे जस्टीफाइ कएलासँ पाँतिक आदि आ अन्तमे एकरूपता आबि जाइ छै तहिना यदि शेरक दुनू पाँती आ गजलक सभ शेरमे बिनु जस्टीफाइ केने पाँतिक आदि आ अन्तमे एकरूपता रहए तँ कहल जाएत जे ओ एकहि बहरमे अछि आ एहि तरहक शेरक समुच्चय एकटा गजलक भाग होएबाक अधिकारी होएत (मैथिलीक सन्दर्भमे वार्णिक छन्दक गणना पद्धति जे भाग-१ मे देल गेल अछि माने

हलंतयुक्त अक्षर-0

संयुक्त अक्षर-1

अक्षर अ सँ ह -1 प्रत्येक।

, से उपयोगमे कएल जाए आ ओहि आधारपर १९ बहरक बदला छोट-मझोला आ पैघ आकारक पाँतिक उपयोग कएल जाए- नामकरणक कोनो आवश्यकता नहि)) ; संगहि गजलक पहिल शेरक दुनू पाँतीक अन्त मे आ शेष शेरक दोसर पाँतीक अन्त मे एक वा एकसँ बेशी शब्दक समूह दोहराओल जाएत (**रदीफ**) सेहो आवश्यक ओना बिनु रदीफक सेहो गजल कहि सकै छी-एक्के भावपर सेहो जजल कहि सकै छी, बिनु मतलाक आ बिनु मकताक (लोक तँ मकतासँ सेहो गजलक प्रारम्भ करै छथि) सेहो गजल लिखि सकै छी- शेरक दुनू पाँती आ गजलक सभ शेरक बहरमे एकरूपता सेहो नहि राखि सकै छी- मुदा ई सभ अपवादे स्वरूप, आ अपवाद तँ अपूर्ण रहिते अछि। मतला एकसँ बेशी सेहो भऽ सकैए। गजल कोन शेर हुस्न-ए-गजल (सभसँ नीक शेर) अछि ताहिमे ओहि गजलक विभिन्न समीक्षकक मध्य मतभिन्नता रहि सकैत अछि। फेर काफिया ओना तँ गजलक सभ शेरमे रहै छै (रदीफक पहिने) आ शब्द बदलै छै (एकाध बेर पुनः प्रयोग कऽ सकै छी) मुदा ध्यानसँ देखलापर लागत जे तुक मिलानीक दृष्टिएँ ओहूमे शब्दक आरम्भ-मध्य-आखिरीक किछु अक्षर नहि बदलै छै। माने लय रहबाके चाही।

**आब आऊ किछु गजल सुनी:**

१

सबसबाइत गप्प छल तकैत हमरापर गुम्हराइत (२३ **वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया हमरापर**)

आबैत छलए खौंझाइत आ सेहो ओकरापर गुम्हराइत (२३ **वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया ओकरापर**)

*होएत हँसारथि की रहि जाएत चुकड़िऔने ओ मोन मारि* (२३ **वार्णिक मात्रा** )

*बाजत नै मुँह फुलौने, रहत मुदा मोनपर गुम्हराइत* (२३ **वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया मोनपर**)

ईह कहलकै जे, मोने-मोन प्रसन्न अछि ओ मारने गबदी (२३ **वार्णिक मात्रा** )

बुझैए सभ हमहीं बुझै छी, नियारे-भासपर गुम्हराइत (२३ **वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया नियारे-भासपर**)

*माने तोहूँ आ तोहर बापो हमर सार सम्बन्ध फरिछा देबौ* (२३ **वार्णिक मात्रा** )

*गप्पी छथि ! मुँह घुमेने देखैए कोना मचानपर गुम्हराइत* (२३ **वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया मचानपर**)

बुझै सभटा छी से नै जे नै बुझै छी मुदा मोना कहैए साइत (२३ **वार्णिक मात्रा** )

बड़बड़ाइए बाइमे, माने अछि ओ स्वयम् पर गुम्हराइत (**२३ वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया स्वयम् पर**)

*"ऐरावत" बुझैत बुझि गेल छी ई जे सृष्टिक पहिलुके राति* (**२३ वार्णिक मात्रा** )

*सभ चरित्र रहल देखैत, एक-दोसरापर गुम्हराइत* (**२३ वार्णिक मात्रा - रदीफ गुम्हराइत- काफिया एक-दोसरापर**)

*संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १४ अप्रैल २०१०) ९६ देशक १,२५६ ठामसँ ४१,२६८ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,३५,३४२ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।*

सूचना: पंकज पराशरकेँ डगलस केलनर आ अरुण कमलक रचनाक चोरिक पुष्टिक बाद (proof file at *http://www.box.net/shared/75xgdy37dr* and detailed article and reactions at http://www.videha.co.in/videhablog.html बैन कए विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनसँ निकालि देल गेल अछि।

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...

कतेक उर्फ एहि लेखकक बनत नहि जानि... राजकमल चौधरीक अप्रकाशित पद्य (आब विदेह मैथिली पद्य २००९-१० मे प्रकाशित पृ.३९-४०) “बही-खाता”क एहि *धूर्तता, चोरि कला आ दंद-फंद करैवला* पंकज पराशर..उर्फ..उर्फ.. [गौरीनाथ (अनलकान्त)क एहि चोर लेखकक लेल प्रयुक्त शब्द- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे-] द्वारा “हिसाब” नामसँ छपबाओल गेल- देखू

**राजकमल चौधरी**

**बही-खाता**

एहि खातापर हम घसैत छी

संसारक सभटा हिसाब

...

...

हमर सभटा अपराध, ज्ञान...सँ लीपल पोतल

अछि एक्कर सभटा पाता

ई हम्मर लालबही थिक जीवन-खाता

जीवन-खाता

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...

द्वारा एकरा अपना नामसँ एहि तरहेँ चोराओल गेल

**हिसाब**

हिसाब कहिते देरी ठोर पर

उताहुल भेल रहैत अछि

किताब

जे भरि जिनगी लगबैत छथि

राइ-राइ के हिसाब-

दुनिया-जहान सँ फराक बनल

अंततः बनि कऽ रहि जाइत छथि

हिसाबक किताब।

२००६

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

२. गद्य

२.१.१.  अनमोल झा-किछु लघु कथा २.-कामिनी कामायिनी-टूटल तारा

२.२.१.बिपिन कुमार झा-शहीद कऽ चिताकऽ धूँआ क अभिलाषा २.सुजीतकुमार झा-एकटा लाजवाव कलाकार मदन ठाकुर

२.३.जगदीश प्रसाद मंडल-कथा-प्रेमी

२.४.१.खड़ानन्द यादव-गहूमक बोरा, २.-उमेश मंडल-जेहन मन तेहन जिनगी

२.५.प्रेमशंकर सिंह: मायानन्दक रेडियो-रूपक-शिल्प

२.६.धीरेन्द्र प्रेमर्षि-विचार टिप्पणी

२.७.उमेश मंडल -निर्मलीसँ जनकपुर धाम

२.८.गजेन्द्र ठाकुर-कथा-तस्कर

१. अनमोल झा-किछु लघु कथा २.-कामिनी कामायिनी-**टूटल तारा**



*अनमोल झा*

## रिलेशन-2

- गोर लगै छी पीसा जी। हम सुमन जी बजै छी, सुमन जी।

- दनदनाइत रहू। माँ-पपा, दादी सभ नीके छथि ने?

- सभ ठीक अछि पीसा जी। कहलउ जे हमर कएकटा परीक्षा अचि लखनउमे हप्ताह - दस दिन लगतै, से अपना डेरापर दिक्कत नै ने हैत।

- दिक्कत? कथीक दिक्कत! अबै सँ पहिने फोन कऽ देब; हम गाड़ी पठबा देब टीसनपर। सोझे डेरेपर एबाक अछि। दीदी खेनाइ-पिनाइ बनेने रहतीह..........!!

## बढ़ैत चलू

मधुबनी कथा-गोष्ठीमे जाए-अबैक दुनू टिकट कटा लेने रहए ओ। टिकट कटा लेने जाए-अबैक तिथिक निश्चिंतताक संग ऑफिसो समए सँ ज्वाइन कऽ लेब से आस्वस्त आ निश्चिंत भऽ गेल रहए।

मुदा टिकट कटेलाक बाद हाथपर छः सए रूपैया मात्र रहि गेल छलै। महीना लगैमे एखनो पाँछ-छः दिन तँ छलैहे। दू-तीनटा बाल-बच्चा पत्नी डेराक खर्चा आदि लेल पाँच सए रूपैया डेरामे दऽ चल आएल रहए गोष्ठीमे, एक सए रूपैया हथ खर्चा लेने। ओ बुझैत रहै जे ई छः-सात सए किलोमीटर जाइ आ फेर छः सात सए किलोमीटर अबैक लेल ई सए टका कम अछि एकदम कम। मुदा ओ आर पैंच आ ऋण नै करऽ चाहैत छल। करेंट मंथक आधा दरमाहा पहिले उठि गेल छलै। अगिला महिना कोना चलतै सेहो सोचमे पड़ि जाइत छल कखनो कखनोक।

मधुबनी जाएत आ गाम नै जाएत सेहो ओकरा खूनमे ई प्रवृत्ति नै छलै। गामो गेल रहए। माए-बाबूक मोन छलैन जे बौआ आएल तँ किछु पाइ-कौड़ी अवश्य दऽ कऽ जाएत। मुदा जखन जाए बेरमे ओ कहलकैन- बाबू दू सए रूपैया अछि तँ दिअ ने!

माए तरपि उठल रहैए-कमाक धऽ गेल छै एतऽ जे पाइ देबउ। गन्जनक ढ़ेर लगा देने रहै माए। ओ बुझै छै-बेटाक कोनो पाइक कमी नै अछि, सभटा नाटक करैत अछि। रस्तामे बड़ दिक्कत भेल रहै। एक कप चाहो पीबैक मोन होइ तँ नै पीबए, कही बस भाड़ा सह डेरा जाइ कालमे कम नै पड़ि जाए। गाड़ीमे ओ निश्चय केलक-नै आब कतउ नै जाएब गोष्ठीमे। पक्का एकदम पक्का।

ओ बैगसँ कागत - पेन निकालि एकटा लघुकथा लिखऽ लागल। ई ओकर अगिला कथा गोष्ठीक तैयारी रहै।

**<u>दुःख</u>**

- रामबाबू अहाँक एक हजारक मनीआडर कएक दिनसँ पड़ल अछि पोस्ट ऑफिसमे। कएक टा समादो देलउ कियै नै लऽ गेलियै।

- के पठेने अछि।

- के पठायत, दिल्लीसँ बड़का बचबा पठेने अछि अहाँक।

- ओ पाइ आपस कऽ दियौ ओकरा। हमरा नै चाही ओकर पाइ।

- आएल लक्ष्मीक कियो ठोकरबैय कका। छोड़ा ने लिअ पाइ।

- नै हौ। जखन हम पन्द्रह दिन तक दरभंगामे डॉ. सी. एम. झा लग भर्त्ती छलउ, तखन ने ओ आएल ने पाइये पठेलक। आ आब जखन हम ठीक छी तखन हम ओकर पाइ छूब, राम......राम......। बेटा जन्माइयोक बुझबै बिन बेटेक छी।

२.-कामिनी कामायिनी

**टूटल तारा**

एखन फरिछ हेबा में किछुए विलंब छल ।क्षितिज धो मॉजि क' अपन रतुका कारीख साफ करबा में लीन ।चैती बयार गाछ बिरीछक' पात के हल्लुके सॅ छुबैत दुलराबैत सहलाबैत बहि रहल छल आ' संगहिं बढि रहल छल जमुना नदी के पार्श्व वर्ती बिरीछ प' रैन बसेरा करैत खग विहगक मधुर कलरव गान ।उम्हर रश्मि रथी के सुआगतक तैयारी चलि रहल छल इम्हर अंतःपुर में रत्नवजडित बड्का पलंग प' सूतल सुल्तानक ऑखि फूजि गेलै पार्श्व में सूतल चंपा के खिलल खिलल कली सन मृग नयनी अपन सुतवा नाक गुलाबक फूल सन लाल लाल ठोर ललाट प' कमानी सन सजल भौं सॅ अलौकिक आभा पसारने ।सौंदर्य के साक्षात प्रतिमूर्ति के देखि वजीरे आजम़ भाव विभोर भ' उठला ।ओ हुनका अपन आगोश में भरि लेलन्हि । सुन्नरी जागि रहल छलीह मुदा लाथ केने पडल सुल्तानके बलिष्ठ बॉहि में कसमसाति सन पडल नहूॅ नहूॅ मनुहारि करैत किछु प्रेमक फकडा दोहराबैत रहली कोन में आतिशदान जरैत रहल छल । खिडकी सॅ आकाशक कालिमा छॅटैत देखि रूपसी हडबडा क' उठि बैसली' ''जहॉ पनाह अन्नदाता बड़ विलंब भ' चुकल अछि आब हमरा यथाशीघ्र प्रस्थान के आज्ञा देल जाओ ।' समा्रट क' ऑखि में पीडा के लहरि स्पष्ट देखार भ' गेल छलै मुदा तत्क्षलण हुनक हाथ फराक भ' गेल छलैन्ह आ' ओ एकदम मौन खिडकी के बाहर नदी में दूर सॅ आबि रहल कोनो कश्ती के देखबा में लागि गेल छलाह । सुन्दरिक' विदाइर् के पछैत ओही रत्नेजडित महलक दरोदिवार जेना एकदम बेरौनक सून सून सन लागए लगलै सुल्तान एतेक उदास भ' गेल छलथि जेना कियो हुनक माथ स' ताज छीन नेने होयन्हि बड़ असहाय हारल जुआडी सन । मस्तिष्कक सोर गुल कम करबा लेल ओ पलंग सॅ उतरि अपन पएर में बेस कीमती नागोरी जुत्ती पहिर सुन्दर सुवासित बागीचा दिश टहलए जेबा लेल

प्रस्तुत भेला मुदा नहिं जानि मोन में कोन तरंग हिलकोर मारि रहल छलैन्ह पएर दीवाने खास क' विपरीत संगमरमरक' श्वेत धवल झरोखा दिस बढैत गेलन्हि जिम्हर जमुना के कारी कचोर पानि बङ शांत भाव सॅ कश्ती वाला के मधुर रस सॅ भरल गीत सुनैत बहि रहल छल । कनि विलमैत नहूॅ नहूॅ ओ वाटिका दिस अग्रसर भेला ।सुन्नर महल एखनों ऑंधायल अलसाति सन पङल छल ।जौवन सॅ प्रफुल्लित पुष्पदल प' मॅडराति भमरा सबहक गुॅजन आ' नदी के धीर गंभीर हहराति स्वर ऊपर अकास में भोरक रूहानी आध्यात्मिक ताकत चिड़ै चुनमुनी के मधुर तान मुदा सुल्तानक गमे इश्क प 'किछु मरहमक काज नहिं करि सकल ।कत्तो क्षण मात्र नै बिलमति ।जेना छरपट्टी लागि गेल होयन्हि ।उद्विग्न ह्द य सॅ ओ खुदा के इबादत करबा लेल मोती मस्जिद दिस बढि गेल छलाह । दूरस्थ मस्जिद सॅ आबैत अजानक स्वर हुनक ह्दयय के छूने बिन दशो दिशा में झहैर झहैर क' विलुप्त भेल चलल जाइत छल ।बङ कुमन सॅ कहुना करि अपन आसन बिछा ठेहुन मोडि नमाज पढलन्हि ।कॉच पाकल अपन नाम नाम दाढी प' हाथ फेरैत अतीत में डूबल भसियाएल सन स्नान करबा लेल ओ हमाम दिश मुडि गेलाह । चढैत सूरूजक संग दिवसक क्रिया कलाप प्रारंभ करए लेल दीवाने आम में दरबार सजए लागल ।आब नै ओ गुल रहल आ' नहिं ओ' गुलशन सुल्तानक ओ बुलंद साख सेहो नहिं बॉचल छल मुदा तैयो बङका नामक टेग त' लागले छल लाल किला के संग ।राजकाज सीमिते मुदा छलै त' अवस्स । बेसकीमती वस्त्राभूषण ओ राजमुकुट पहिर राजसिंहासन प' बैसि राजकीय मोहर लगबैत प्रशासक प्रबंधक आ' न्यायाधीशक' भूमिका निभाबैत निभाबैत ओ' जेना फेर सॅ नशा में मातल बहकल बहकलसन व्यवहार करए लागल छलाह । चतुर सुजान मंत्रि सबहक नजरि सॅ इर नहिं बॉचि सकल छल ।किंकर्त्तव्यविमूढ ओ सब ।आखिर करितथि त' की ।लाल टरेस उन्मत्त ऑखि आ' नशा के आगोश सॅ सुन्न होइर्त दिमाग क' तंतु तंतु के सुरा आ' सुन्नरि अपन हुश्न के

हुकुमत में बंधक बनौने नचा रहल छल । हुस्न जाम आ' इश्र्कक' भॅमर में घेरालि ऊबचुभ होइर्त मोहित नजरि सॅ ओ अपन चारू कात देखल ।सम्पूर्ण दरबार दरबारी प्रजा आ' मंत्रि परिषद हुनका शत्रुसम दृष्टिगोचर होमए लागल छल मस्तिष्कक खोह में त' मंडीलक घंटी आ' मस्जिदक अजान सन एकेटा स्वर प्रतिध्वनित होमैत रहल छल इम्तियाज़ इम्तियाज़ इम्तियाज । हुनक वश चलितैन्ह त' सम्पूर्ण संसारक मिल्कियत ओकरा नाम लिख ओकरा मल्लिकाए तरन्नुम बना विश्व मानचित्र प' अमर बना दैतथि ।

शनैः शनैः बढैत प्रचंड धूप हुनक बेचैनी के अनमनस्कता के आओर बेलगाम करय लागल छल ।तखने विशाल विशाल कारी चारी टा अश्व अपन वीर जोद्वा संग ओत' पधारल ।सहायक के घोड़ा सौंपि सैनिक सब जहॉपनाहक खिदमति में अपन आदाब अर्ज करैत बड़का बड़का डेग भरैत दीवाने खास के दिस मुड़ि चुकल छल ।

संर्पूण मंत्रिमंडल संग कनिकाल लेल सुल्तान सेहो चिंता के अथाह सागरि में डूबि गेल छलथि गुप्तलचर सब कोन सनेस ल' एहेन व्यग्र भ' पहुॅचल अछि ।

ओ सब यथाशीघ्र ओहिठामक कार्यवाही समाप्ता करि उठि चुकल छलाह ।

तीन सौ बरक सॅ जे साम्राज्य जनमानस में घुसिक' ओकर रग रग में अपन जड़ि जमा चुकल छल जेकर असीम सत्ता आ' प्रचूर दौलत सोऩ चानी हीरा जवाहरात लोकक ह्दुय में भय वा इज्जतक कारण बनल छल जेकर विराट न्यायप्रियता वा क्रूरता के शासन प्रबंधक' चारूकात पताका फहरा रहल छल ओहि विख्यात साम्राज्यक हाथ सॅ एक के बाद एक करिक' रियासत सब निकलल जा रहल छल ।चारूकात विद्रोहक अग्नि प्रज्ज्वलित होमए लागल ऊपर सॅ विदेसी आक्रमण घाघ आ' शातिर खेलाड़ी इर्स्टइंडिया कंपनी त' बड़ चालाकी सॅ टामस रो के पठा जहॉगीरे के शासनकाल में व्यापार करबा के अनुमति लइर्त शनैः शनैः अंगुरि पकैड़ क' पहुॅचा पकड़नाय प्रारंभ करि देने छलै ।

मैत्री के नाम प' एते पैघ छलावा ओ पहिल अंगरेज के पछाति कत्तेक रास राज के अपन भ्रामक महाजाल में फॅसबैत चलल गेल ऐतिहासिक दस्तावेज अहि दुर्भाग्य पूर्ण गाथा के पत्ऱायक्ष प्रमाण अछि जे भारत भूमि के अनेकानेक राज रजवाड़ा के कूप मंडूकता आपसी इर्रखा द्वेष आ' अदूरदर्शिता के लाभ उठबैत सबसॅ फराक फराक संधि़ करैत ओकर नाम देलके ट्रीट्री फॉर फ्रेन्डशिप़ ट्रीट्री एडोप्टे शन चलाकी सॅ कखनो संधि कखनो खेल में हार जीतक बहाने हथियाबैत रहल सबटा राज्य ।

उम्हर अंगरेज क सर्तक चुस्त दिमाग इम्हर अभाग्यक प्रतीक़ इऱ् सुस्त सूतल सुल्ता़न ।लोक चकोर सन हिनका दिश ताकि रहल छल सल्तनतक पुरान कला रण नीति देखाबए लेल मुदा एतए त' नजारे किछु औऱ ।

दीवाने खास में गुप्तमचर सबसॅ वार्ता करि आपसी विचार विमर्श क' पश्चात दरबार उठि चुकल सुल्तानक कार्य अकुशलता क़र्त्तव्यहीनता आ' विलासिता सॅ उदास मंत्रिगण माथ झूकौने अपन अपन घर दिस प्रस्थान त' होमए लगला मुदा नाना विध दुश्चिन्ता सॅ आशंका सॅ भरल मस्तिष्क पएर में जेना भारी भारी पाथरि बॉधि देने छल कहुना करि घिसिया घिसिया क' आगॉ बढैत रहला अकस्मात बड़ हिम्मत करि क' वृद्व वजीर हाजी मियॉ अपन भारी भरकम कनि बझल बझल सन स्वर में बाजि उठल छलाह 'दौलते आजम विपत्ति के कारी कारी घनगर बादरि आब शाही आकास सॅ बेशी दूर नहिं छैक खुदा माफ करथि मुदा किछुए दिन में इऱ् लाल सुर्ख इमारत सुसज्जित वैभव पूर्ण किला अंधार श्मशान घाट बनैत कालक तीव्र प्रवाह में नहिं विलुप्ता भ' जाए ।अपने किछु फरमान जारी करितियै अहि विपत्ति में आखिर कएल की जाए सेना सब के कत्तेको मास सॅ दरमाहा नहि भेटलै ओकरो सबहक मोन में

आक्रेशक' लुत्ती प्रज्ज्वलित भ' रहल छै तइयो जहॉपनाहक आदेश प' ओकरा सब में नब स्फूर्ति नब ऊर्जा उत्पसन्न कएल जा सकैत अछि ।'नहिं जानि कोन गप प' सुल्तान एकदम हत्थाव सँ उखडि गेला खौंझाइत बाजि उठला 'खुदा के इबादत करू सब मिल जुल क' पाक कुरान शरीफ पढू उपर वला के रहमोंकरम सँ सब विपत्ति टैल जेतै अहॉ सब व्यर्थ भयाक्रांत भ' क' काफिर जकॉ गप करि रहल छी ।'
हाजी मियॉ के नजरि पहिने सँ झूकल आब आओर झुकि गेल छल ।ओहि वृद्व बुद्विमान पुरूख के संग देबए बला कत्तेको अमीर उमरा ।
कत्तेक षड्यंत्र भ' रहल छलै सब तरि ।शाही सेना के जांबाज सेनापति क़त्तेक बेर हाजी साहब दिस सक्षम नेतृत्व् के उम्मेद सँ तकने रहै मुदा पुरान लोक कृतज्ञता के चासनी में डूबल सुल्तान सँ बगावत के गप सोचिओ नहि सकैत छल राजघराना में कोनो सक्षम नेतृत्वा दूर दूर धरि नजरि नहिं आबि रहल छल ।
गुप्तन षडयंत्रक' माध्यम सँ ओहि सुन्नरि के जान सँ मारब के कत्तेक प्रयास कएल गेल ओहि निशाबद्व सुतली राति में ओकर घर के आगि लगा सुपुर्दे खाक करि देल गेल रहै मुदा किस्मत ओकर ओ त' ओहि राति अपन भवन में नै भ' क' हवेली के नर्म नाजुक अलंकृत पलंग प' शोभायमान छल ।अहि अग्नि कांड सँ सुल्तानक शरीर में अपन पूर्वजक वीर खून प्रवाहित होमए लगलै । तामसे मूँह सँ झाग फेन बहराए लगलै चारों कात गुप्त चर सतर्क भेल आखिर इ कोन आदम जातक करिस्तानी अछि ।
कएक दिन धरि ओहो राज काज ठप्पा रहलै ।चारू कात मचल भयानक ड'र आशंका आ' अस्थिरता के बीच फरियादि सब छाती पिटैत कानैत कल्पैत आपस जायत रहलै ।
इ' त' आओर विकट माहौल ।आखिर कूटनीतिक चालि चलि ओही नर्तकी के समझा बूझा क' सुल्तान सँ कहाओल गेल जे आगि आर कियो नहिं ओकर अपने असावधानी सँ जरैत मशाल सँ लागि गेल छलै हवा तेज रहै खिडकी खुजल ।
इएह सब सोचैत हाजी मियॉ आसमान में रूहानी ताकत के दिस आस सँ तकने छलथि ।
सूरूज के भीषण ताप सँ बचवा लेल त' ओहि संगमरमरक वृहदाकार भवन के जमुना के पानि झींक क' भीतरे भीतर शीतल बनेबाक साधन त' वर्त्तमाने छलै मुदा तैयो खस चाननक लेप आ' विविध ठंढा सरबत के मध्य ओहि सहस्त्र जीव्हा बला धाह के रोकबा के भरिसक प्रयास कएल जा रहल छल ।
उम्हर प्रचंड भास्कर नहूँ नहूँ करिक' अस्तगामी होबाक फेराक में छलथि इम्हर सांझ में सुल्तानक मनोरंजनक लेल रंगमहलके फर्श के झाड फानूसके रोशनदानके दरो दीवार के धो पोछिक' चमका चमका क' सुसज्जित कएल जा रहल छल ।रंग शालाके देवार में चुनैल बेशकीमती पाथरि हीरा मोती पन्ना जवाहरात कंदीलक रोशनी में स्वर्गक सुषमा बखानि रहल छल ।जमुना दिस सँ अबैत शीतल मद्विम बयार इत्र फुलैल केवड़ा रातरानी के गंध सँ मॅह मॅह करैत सुखमय वातावरण ।
मशालची तबलची ढोलकिया तानपूरा सितार सरोद़ पखावाज जलतरंग सारंगी अपन अपन वाद्य यंत्र

नेने विशेषज्ञ सब अपन निर्धारित स्थान ध' नेने रहथि ।हारमोनियम प' राग छेड़ल जा चुकल छल ।अपन ख्वोबगाह सँ निकसि रात्रिपरिधान में सुल्ताऩ बड़का भव्य फौवारा सँ कनि मध्य राखल गावतकिया प' स्थान ग्रहण करि चुकल छलाह कि तखने मुानहरि सांझ में संध्या सुन्नरि जकाँ छम छम पाजे़ाब खनकाबैत अवगुंठन सँ मुँह झँपने नर्तकी के प्रवेश भेलै ।कनि झुकि क' मोहिनी अदा सँ सुल्तान के सलाम पेश करैत घोघ उठा क' फेंकलक़ भरिदिन औंधायल चिन्तातुर मुखमंडल प' जेठ में जेना सावनक हरियरि आबि गेलै ।ओ मुस्कैला महफिल धन्य धन्य भ' गेल नामी गिरामी मुँह लगुआ अमीर उमरा झरोखा सँ झकैत गुलाम किन्नर दास दासीगण । मौध सँ सनल स्वर लहरी हवा में तूर जकाँ दूर दूर धरि छितरै लागल छल 'ऐ मोहब्बत तेरे अंजाम पे रोना्ऽऽऽऽऽऽ आयाऽऽऽऽ।'बनल ठनल दू टा सुन्नरि अंगड़ाउर् लईत सुल्तान लग' नमगर बड़दीव नक्क़ानसी बला सुराहीदार स्वर्ण पात्र सँ सुवर्णक गिलास में भरि भरि क' शराब परोसि रहल छल ।गजल ठुमरि कजरी नृत्यवगान सँ भरल माहौल में जाम प' जाम पीबैत सुल्तान आ' अमीऱ । जखने सुरू कयल 'आज जानेऽऽऽ की जिद नाऽऽऽऽऽऽकरो यूँ ही पहलू ऽऽऽऽऽमें बैठे रहोऽऽऽऽ'आ' सुल्तान गिलास हाथ में नेने ठाढ भ' झूमै लगला ।रूपकुवँरिक' के स्वर रंगशाला सँ उछैल उछेल जमुना के विस्तृत पाट प' विलिन होमैत रहलै ।
किछु शायर लोकनि सेहो अपन शेर सँ ओहि रंग में आओर रंग मिलाबैत रहला ।कनि काल में सुन्नरीक सोझाँ तोहफा के ढेर लागि गेल रहै ।
भीतर बैसल बाहर सँ झँकैत अमला सबहक रोम रोम सिसकि रहल छल महलक बाहर चारों कात विद्रोह स्वर सुनाइ दैत छलै राजकर्मचारी के पकड़ि पकड़ि लोक मारै ।आकुल व्याकुल जनानी सब महल सँ पड़ेबाक ब्योंत में लागल कत्तेको नाऱ कश्ती किला के सुरंग में तैयार केहनो आपद स्थितिमें जमुना बाटे पड़ेबा लेल ।अन्तःपुर सँ नित्यकप्रति कन्ना रोहट के आवाज़ ओ असहाय स्त्रीगण दास दासी के मुँह सँ बाहरक गप सुनि मृत्युंभय सँ कँपैत जोर जोर सँ घाना पसारबा आ' इबादत तजि और की क' सकैत छलीह ।
मनोरंजऩ खेनाय पिनायके बाद गहराति राति में अपन आराम गाह में पसरल रूप सुंदरि के रंग में मातल सुल्तान आय ओकरा अपन घर नहिं जाए द' रहल छल । ''आब और नहिं क्षणभरिक अलगाव हमरा पागल करि दैत अछि कहूँ त' इ लाल किला इर् संपूर्ण सम्पत्ति अहाँ के नाम लिख क' आहि प' शाही मोहर लगा दैत छी।'
'आलमपनाह़ हम अपने संग अहि वैभव विलास में त' अपार आनंद आ' हर्षक संग रहि सकैत छी इ त' हमर अहो भाग्य होयत मुदा ओ दुर्दिनक हमर सखी जे महलक बाहर खरभुजा बेचैत अछि हम आ' ओ दू शरीर एक प्राण ओ कोना जीतै बिलैट जेतै ओ ।'सुंनरि के अपन आगोस में नेने मत्तवाला उन्मत्त प्रेमी सुल्तान आँखि कनी खोलने खोलने बाजल छलाह 'हम अहाँ के संगी के अहाँ के दासी मुर्कमरर करि रहल छी आब त' खुशऽऽऽ।'सुल्तान अपन छाति सँ ओकर मुँह उठा क' पुछने छल कारी कजरारी बड़का बड़का पिपनी फड़फड़ाबैत ओ इत्मीनान सँ मुस्कैल छल जेना ओकर बड़ पाकल गुरक' इलाज भ' गेल होए ।
आरामगाहक कोन में जरैत मशाल सल्तनत के अहि दुर्भाग्य प' फफैक फफैक क' कानला के बाद

मीझा गेल छलै ।दूर कत्तेको नढिया गीदङ कूकूरक कननाय प्रारंभ भ' चुकल रहै । चारों दिशा भीषण अंधकार में विलिन ऊपर आकास में आय चॉन सेहो नै भयंकर अंधेरिया अपन आधिपत्य कायम करि चुकल छलै तखने दच्छिन दिसक आकास सॅ एक गोट लहकैत टूटल तारा महलक' प्रांगण में खसि पङल छलै ।

१.बिपिन कुमार झा-शहीद कऽ चिताकऽ धूँआ क अभिलाषा २.सुजीतकुमार झा-एकटा लाजवाव कलाकार मदन ठाकुर

1

बिपिन कुमार झा

शहीद कऽ चिताकऽ धूँआ क अभिलाषा

तथाकथित मानवाधिकार कार्यकर्त्ता आ बौद्धिक व्यक्ति नक्सलवाद कऽ विभिन्नरूप मे महिमामण्डित करैत छथिन, हुनक दान्तेवाराकाण्ड कऽ वाद आश्चर्यजनक चुप्पी सँ देश स्तब्ध अछि।

आतंकधारा नक्सलवाद कँ आर्थिक असमानता कऽ एकमात्र समाधान कहनिआर, स्वघोषित शोषित वर्गकऽ हमदर्द बुद्धिजीवी सभ सदैव नक्सलक्षेत्र मे तैनात सुरक्षा जवान सभ के शोषक, अन्यायी, बलात्कारी रूप मे घृणित एवं झूठ प्रचारित करैत छलकिन्ह मुदा नक्सली सभक पाश्विक अन्यायपूर्ण हिंसा सँ हिनका कोनो आपत्ति नहि छलैन जाहि स आदिवासीवर्ग सबसँ अधिक प्रताड़ित आछि।

दान्तेवाड़ा मे 76 जवानकऽ आत्मोत्सर्ग इ सभ पतित विचारक सभ लेल कोनो महत्वकऽ घटना नहि छीक मुदा पूरा समाज एहि विषय पर उदासीन रवैया अपनेने अछि जे अत्यन्त दुर्भाग्य कऽ विषय छीक।

हर रूप मे अभावग्रस्त आ चुनौतीपूर्ण जीवन जीवैत सुरक्षाबल के जवान राष्ट्रकऽ अखण्डता हेतु सदा तत्पर रहैत अछि मुदा इ राष्ट्र ओकरा, उत्साह, सम्मान देबाक के स्थान पर घृणित आरोप लगवैत अछि।

आशा अछि जे शहीद जवान कऽ चिता सँ उठल धूँआ से कलुषित मानसिकता कऽ बुद्धिजीवी सभक मूँह कारी भ जतैह आ इ राष्ट्र अपन वीर सपूत के सम्मान पर दुबारा कोनो तरहक अपमान जनक टिप्पणी वर्दाश्त नहि करत इ दान्तेवाड़ा मे शहीद सभ कऽ हेतु सभ सँ पैघ श्रद्धाँजलि होयत। आ इहै शहीदकऽ चिताक धुँआ क अभिलाषा सेहो छैक।

2.

सुजीतकुमार झा

एकटा लाजवाव कलाकार मदन ठाकुर



बुध दिन भोरमे पूजाक लेल घरे लग रहल कल पर सँ मदन ठाकुर पानि आइन रहल छलथि की पाछु सँ तीन चारि गोटे पुलिस हिनका सँ पुछि बैसलनि अहि तऽ मदन ठाकुर नहि छियैक । पाछु घुमि कऽ ओ हँ हु मे किछ उत्तर दितैथ ओहि सँ पूर्वे ओ सभ कहय लगलन्हि अपने तऽ बेजोड अभिनय करैत छी ।

मिथिलाञ्चलक सुपर स्टार मदन संग दर्जनो एहन घटना भेल अछि जे हुनका बिना कहने लोक चिन्ह गेल छलन्हि । आ एक दम आदर सम्मान करैन । एक बेर तऽ सीमाबर्ती मधुवनी जिल्लामे मदनक प्रसंशकसभ जबरदस्ती हुनका घेर कऽ जलपान सेहो करौने रहैन ।

शिक्षा सँ एसएलसी सेहो नहि कएने मदनक प्रसंशक मे बहुत पढल लिखल विद्वानसभक लम्बा सुची अछि । मिथिला नाट्य कला परिषदक पूर्व अध्यक्ष सुनिल मिश्र कहैत छथि 'विद्यालयीय शिक्षामे भलेहि मदन कम हुए मुदा अपना क्षेत्रमे केहन केहन मास्टर डिग्री बलाकेँ हराबयकेँ क्षमता रखैत छथि ।'



एक बेर बरिष्ठ नाटक कार महेन्द्र मलंगिया सँ पुछल गेल छल मिथिलाञ्चलक सफल कलाकार के सभ छथि ताहि पर ओ बाजल रहथि ‘ सफलकेँ मापदण्ड की अछि हमरा नहि बुझल अछि , मुदा जनकपुरक पाँच टा कलाकार एहन छथि जिनकर प्रतिभाक जबाब नहि अछि ।’ पाँच टा कलाकारक नाम जोडाबय काल सभ सँ पहिने ओ कोनो कलाकारक नाम लेने रहथि तऽ ओ छलथि मदन ठाकुर ।

मदन सहीमे लाजवाव कलाकार छथि । सहकर्मी सभक अनुसार जखन ओ अभिनय करय लगैत छथि ओ ओहिमे डुबि जाइत छथि । यैह हुनक प्रमुख विशेषता अछि । २०३३ साल सँ अभिनय सुरु कएने मदन एखनो निरन्तर अहि क्षेत्रमे लागल छथि । जखन मञ्च पर चढैत छथि तऽ १६/१७ वर्षक कलाकार सभ सँ कम चमक हुनकामे नहि रहैत छन्हि । फेर अभिनयकेँ तऽ ओ बादशाहे छथि । मिनापक संस्थापक योगेन्द्र साह नेपालीक प्रेरणा सँ अभिनय क्षेत्रमे आएल मदन मैथिलीक अतिरिक्त नेपाली सिनेमामे सेहो अभिनय कएने छथि । नेपाली सिनेमा सीता , सिमाना आ बीर गणेशमान मे हुनक कम दृश्य अछि मुदा अपन अभिनयकेँ बल पर दर्शक पर अलग छाप छोडय सफल भेल छथि । ओना मैथिली टेलि सिरियल काठक लोक , हंसा चलल परदेश , मिथिलाक व्यथा, कनियाँ, चमेली, परिणाम सहितमे तऽ बहुत महत्वपूर्ण पात्रमे छथि । रंङ्ग मञ्चमे तऽ ओ ककरो सँ पछे नहि छथि । फेर मिथिलाञ्चलक मात्र नहि नेपाल भारतक बहुत रास रङ्ग मञ्च पर अभिनय सेहो कएने छथि । मुदा जे मज्जा काठक लोकक कम्पनीक रोलमे आएल ओतेक कहियो नहि । ओ कहैत छथि ‘ मलंगिया सर सम्भवतः कम्पनीक रोल हमरे लेल लिखने रहथि की ?’

दर्जनो पुरस्कार अपन नाम कऽ चुकल मदन कहैत छथि ‘ओहिना अभिनय करी आ उद्देश्य लऽ कऽ कएनाइमे सम्मान अलग होइत छैक ।’ कला क्षेत्रक स्थिति सेहो आब बढिया भऽ रहल ओ स्वीकारैत छथि । अपने घर सँ आटा गील करय पडैत छल मुदा आब से स्थिति नहि अछि हुनक कथन छन्हि । ओना जनकपुरमे एकटा नाट्य शाला भऽ जाइक तऽ आओर किछ होइतै एकरा विषयमे सभक चिन्तन अपरिहार्य अछि ओ आगा कहैत छथि ।

कहियो काल देखा सिकीमे कविताक सेहो रचना करएबला मदन कहियो काल मञ्च पर गीत सेहो गबैत छथि । साथी कलाकार राम नारायण ठाकुर संग मरुआक रोटी खेसारीक दालि ..... गाएल गीत एक समयमे एतेक लोकप्रिय भेल छल की गाम गाममे नटुवा सभ सेहो मञ्च पर , राम नारायण आ मदन अपनाकेँ बना कऽ हिनकर गीत गाबय लागल छल । जनकपुरक शिव चौक पर चर्चित कलाकार राम अशिष ठाकुर संग मदन हेयर ड्रेसर सञ्चालन करैत आएल मदनकेँ हजामी पेशामे सेहो जवाव नहि अछि ।

एक बेर मदन संग केश आ दाढी मोछ जे कियो बना लेलन्हि दोबारा ओ व्यक्ति दोसर ठाम बनाबयकेँ सोचयो नहि सकैत छथि । अन्य क्षेत्रक सुपर स्टारकेँ चौक चौराहापर नहि देखल जा सकैत अछि मुदा मिथिलाञ्चलक सुपर स्टार एखनो अपन परम्परागत पेशा नहि छोडने छथि ।

जखन नाटक नहि रहल तखन शिव चौक पर लोक सँ हमरा भेट भऽ जाइत अछि मदन कहैत छथि ।

जगदीश प्रसाद मंडल

कथा-प्रेमी

फगुआक दिन। मुरगाक बाङ सुनितहि ओछाइन छोड़ि पक्षधर बाबा परिवारक सभकेँ उठबैत टोलक रास्ता धेने गौँआकेँ हकार दिअए विदा भेलाह। मनो गद्‌गद्। भीतरसँ खुशी समुद्रक लहरि जेकाँ उफनैत रहनि। गौँवाकेँ फगुआक भाँग पीवैक हकार दए दरबज्जाक ओसारपर बैसि गर अटबए लगलथि जे दस किलो चीनी, मसल्ला आ भाँगक पत्तीक ओरियान तँ कइये नेने छी। आब खाली बाजा-गाजा संग लोककेँ अवैक अछि। एते बात मनमे अवितहि उठि कऽ भाँगक पत्ती आ मसल्ला -मरीच, सोंफ, सनतोलाक खोंइचा, गुलाव फूलक पत्ती, काबुलि बदाम- लऽ आँगन जाए पुतोहूँकेँ कहलखिन- "कनियाँ, बुरहीकेँ पुआ-मलपुआक ओरियान करए दिअनु आ अहाँ भाँग पीसू। खूब अमैनियासँ पत्ती धुअब। तीनि सलिया पत्ती छी, जल्ला-तल्ला लगल अछि।" कहि ओसारपर सभ सामान सूपमे रखि दरबज्जा दिशि घुरि गेलाह। हँ-हूँ केने बिना गांधारी मसल्लाक पुड़िया निच्चाँमे रखि पत्तीकेँ सूपमे पसारि आँखि गड़ा-गड़ा जल्ला तकए लगलीह। मनमे उठलनि जे आइ बूढ़ा सनकि-तनकि तँ ने गेलाहेँ। एत्ते भाँग लऽ कऽ की करताह। मुदा किछु बजलीह नहि। आँखि उठा कऽ देखि विहुँसि नजरि निच्चाँ कऽ लेलनि। ओना मिथिलाक नारी आँखिमे गांधारी जेकाँ पट्टी बान्हि घरती सदृश्य सभ किछु सहैत ऐलीह। दरबज्जापर बैसि पक्षधर सोचए लगलाह- जिनगीक एकटा दुर्गम स्थान दुर्गा टपा देलनि। मने-मन दुनू हाथ जोड़ि हृदयसँ सटा गोड़ लगलनि। अपना विचारसँ सुकन्या जिनगीक प्रेमी चुनलक। कोना नहि आनन्दसँ जीवैक असिरवाद दितिऐक। जहि फुलवारीकेँ लगबैमे अस्सी सालक श्रम लागल अछि ओहि श्रमकेँ, जहिना छोट-छोट बेदरा-बुदरी टिकुली पकड़ि पुनः उड़ा दैत अछि तहिना हमहूँ उड़ा

देव। कथमपि नहि।
रुपनगर हाइ स्कूलक बोर्ड परीक्षाक सेन्टर प्रेमनगरक हाइ स्कूल भेल। देहाती स्कूल रहितहुँ परीक्षार्थीकेँ डेराक कोनो चिन्ता मनमे नहि। सभक मनमे एते खुशी जे डेरापर धियाने ने जाइत। सभ निश्चिन्ति जे गाम-घरमे अखनो विद्याकेँ देवी स्वरुप बुझि सभ मदति करए चाहैत छथि। जँ मधुबनी सेन्टर होइतै तहन ने डर होइतए जे मेहता लौजमे सभ सामान चोरिये भऽ जाएत, तेँ असुरक्षित अछि आ प्रोफेसर कोलनीक भड़े तते अछि जे ओतेमे तँ विद्यार्थी परीक्षाक सभ खर्च पुरा लेत। ओना प्रेमनगरक सइयोसँ उपर कुटुमैती रुपनगरमे अछि, तेँ किऐक ककरो मनमे रहैक चिन्ता हएत। तहूमे प्रेमनगर हाइ स्कूलक हेड मास्टर तेहन छथि जे स्कूलक समएमे स्कूलक काज करै छथि बाकी बारह बजे राति धरि विद्यार्थीक खोज-पुछाड़िमे लगल रहैत छथि जे ककरो कोनो तरहक असुविधा तँ ने भऽ रहल छैक। तहूमे तेहन दरबज्जा अनन्दी बाबाक छन्हि जे इलाकाक लोक अपन रहैक ठौर बुझैत अछि। घर्मशल्ले जेकाँ। धन्यवाद यशोदिया दादीकेँ दिअनि जे बुढ़ाढ़ियोमे अभ्यागत सबहक ऍँठ-काँठ बारह बजे राति धरि उठबितहि रहै छथि।
परीक्षासँ एकदिन पहिने लोचन सभ समान शुटकेशमे लए साइकिलसँ प्रेमनगर पहुँचल। लोचनक परिवारकेँ पक्षधरक परिवारसँ साठियो बर्ख उपरसँ दोस्ती अवैत रहनि। आजादीक हुड़-बड़ेड़ाक समए रहै। जहिना गामक धियापूता गुल्ली-डंटासँ क्रिकेटक मनोरंजन करैत तँ शहरक धिया-पूता जगहक अभावमे खेलक स्कूलमे नाओ लिखा मनोरंजन करैत अछि। तहिना पक्षधरो आ ज्ञानचन्दो आजादीक लड़ाइमे पढ़ाइ छोड़ि समाजक बीच आवि हुड़-बरेड़ामे शामिल भऽ गेला। समाजक काजमे हाथ बँटबए लगलाह। समाजमे ककरो ऐठाम बेटीक विआह होइत आ बरिआती अबैत तँ अपन बहीनि बुझि, बिनु कहनहुँ पाँच दिन निश्चित समए दिअए लगलखिन। तहिना आरो-आरो काज सभमे हाथ बँटबए लगलाह। मुदा अस्सी बर्खक उपरान्तो पक्षधर पक्षधरे आ ज्ञानचन्द ज्ञानचन्दे रहि गेलाह। कहियो कियो नेता नहि कहलकनि। हँ एत्ते जरुर भेलनि जे भाय-भैयारी भेने गाममे तते भौजाइ भऽ गेलनि जे बसन्त छोड़ि ग्रीष्मक रस्ते घेरि देलकनि। आब तँ सहजहि बुढ़ाढ़ीमे धियापूताक संग रंगो-रंग खेलै छथि आ जोगिड़ो गबै छथि। गाम स्वर्ग जेकाँ लागि रहलनि अछि। किऐक नहि मन लगतनि जहि गाममे कालीदास सन विद्वान, जे जही डारिपर बैसब ओहि डारिकेँ काटब, मुदा ने कुड़हरिक धमक लागत, ने डारि डोलत, ने दुनू हाथे कुड़हड़ि भाँजब तँ देह डोलत आ ने दुनू पाएरक वैलेंस गड़बड़ाएत। निश्चिन्तिसँ जखन डारि खसए लगतै तखन ओहिपर बैसिले-बैसल धरतीपर चलि आएव, ऐहन विद्वान् सभसँ तँ गामे भरल अछि। एते दिन, अपराधीक कम संख्या रहने नजरि निच्चाँ रहैत छलैक मुदा आब ककरा कहबै अपनो घरवाली धमकी देती जे माए-बाप आ भाइ-भौजाइक पाछू लगल रहै छी आ अपना धिया-पूता लऽ किछु करबे ने करै छी। एहि जिनगीसँ जहर-माहूर खाए मरब नीक। हौ बाबू, हमरा ऐहन भ्रममे नहि दाए। एहि दुनियाँमे ने कियो अप्पन छी आ ने बिरान। सीता जेकाँ लक्ष्मणक रेखाक भीतर रहह। नहि तँ रावण औतह आ लऽ कऽ चलि जेतह। अपन-अपन पाएरपर ठाढ़ भऽ गंगोत्रीसँ निकलैत गंगाक पानि जेकाँ, जे साथीक संग उपर-निच्चाँ होइत प्रसांत महासागरमे मिलैत अछि तहिना समएक संग चलैत रहह।
देखले पक्षधर बाबाक घर-दुआर लोचनकेँ। ककरो पूछैक जरुरते किऐक होइतैक। साइकिल हड़हड़ौने दरबज्जापर पहुँच साइकिलसँ उतड़ि घरक देवालक पँजरामे साइकिल ठाढ़ कए दुनू हाथे बाबाक पाएर छूबि गोड़ लगलकनि। बाबाकेँ बुझले रहनि, कहलखिन- ''भने अखने चलि ऐलह। सभ सामान सरिया सेन्टरपर जा कऽ देखि-सुनि अविहह।'' कहि पोती सुकन्याकेँ सोर पाड़लखिन। मुदा लोचनो तँ अंगना-घर जाइते

अबैत रहए। सुकन्याकेँ लोचन आंगनसँ बजा अनलक। भाए-बहीनि जेकाँ दुनूकेँ देखि पक्षधर सुकन्याक कहैक बात विसरि दुनू गोटेकेँ कहलखिन- ''बाउ, आब तँ हम चलचलौ भेलियह। तोरे सबहक पार एहि दुनियाँमे ऐहलहुँ। दुनियाँमे जते मनुष्य अछि ओ अपना समएक जिम्मा लऽ जीबैत अछि। अखन तू सभ सुकुमार कोमल किसलय सदृश्य छह। मनुष्य बनि जिनगी जीविहह। हम दुनू संगी -पक्षधर आ ज्ञानचन्द- दू जातिक रहितहुँ संगे-संग जिनगी बितेलहुँ। जे समाजोक लोक बुझैत छथि। मुदा हुनको धन्यवाद दैत छिअनि जे संगीक महत्व अदौसँ बुझैत आएल छथि। जेकरे फल छी जाति-कुटुम्बसँ कनियो कम दोस्तीकेँ नहि बुझल जाइत अछि। संगे-संग जहलो कटलौं आ एक ओछाइनपर सुतबो करैत छी। मिथिलांचलक कोनो राजनीतिक वा सामाजिक संगठनक बात होइ, मुदा कि एहि संस्कृतिकेँ आँखिक सोझमे नष्ट होइत देखियैक।'' मन पड़लनि गाड़ीक ओ दिन जहि दिन जहल जाइत काल दुनू गोटेकेँ पैखाना लागल। हाथमे हथकड़ी। ट्रेनक पैखाना-कोठरीमे पानि नहि। की कएल जाए? जेबीसँ रुमाल निकालि दू टुकड़ी फाड़ि दुनू गोटे शुद्ध भेलहुँ। आँखि ढबढ़बा गेलनि। भरल आँखिसँ पोतीकेँ कहलखिन- ''बुच्ची, दरबज्जापर रहने बौआकेँ पढ़ि नहि हेतइ। एक तँ पढ़वह कि खाक। बहुत लीलसा छल जे परिवारमे इंजीनियर डॉक्टर देखियैक मुदा हमरा सन-सन परिवारक लेल सपना नहि तँ आरो की अछि। एक दिशि पनरह-बीस लाखक पढ़ाइ आ दोसर दुइयो हजार महिनाक आमदनीक परिवार नहि। मुदा अखन बच्चा छह, आशासँ जीवैक उत्साह मनमे जगबैक छह।'' जहिना जनकजीक फुलवारीमे राम आ सीताक प्रथम मिलन भेलनि तहिना सुकन्या आ लोचनक बदलल रुपक बीच भेल। अखन धरि जे बच्चा खेलौना सदृश्य परिवारमे छल ओकरा कानमे एकाएक जिनगीक बात पड़लै। जिनगीक लेल प्रेम भरल संगीक जरुरत होइत अछि। जिनगीक बात सुनि दुनूक देह सिहरि गेलइ। सिहरैत देह देखि पक्षधर कहलखिन- ''बुच्ची, लोचन तोहर पाहुन भेलखुन। अंगनेक ओसारक कोठरी दऽ दहुन। सभ देखभाल तोरे उपर। कोनो तरहक असुविधा पढ़ैमे नहि होइन।'' पक्षधरक बात सुनि सुकन्या शुटकेस माथपर उठा लोचनक पाछू-पाछू विदा भेल। कोठरी खुजले रहै अँटकैक कतौ जरुरते नहि पड़लैक। एक जनिया चौकी, कपड़ाक लेल अलगनी, एकटा टेबुल आ एकटा कुरसी। कुरसीपर शुटकेश खोलि लोचन कपड़ा निकालि चौकीपर रखलक। चौकीपर रखितहि सुकन्या ओहि अलगनीपर रखलक जहिपर पहिनेसँ ओकर कपड़ा छलैक। साओनक झूला जेकाँ दुनूक कपड़ा झुलए लगल। किताब, काँपी, कलम निकालि टेबुलपर रखलक। एक्के कोर्सक किताव दुनूक। लोचन मैट्रिकक सेन-टप केंडीडेट आ सुकन्या मैट्रिकक विद्यार्थी। टेबुलक बगलमे लोचन लग ठाढ़ि भऽ सुकन्या किताव फुटा कऽ नहि राखि, सभकेँ जोड़ा लगा-लगा रखलक। दुनूक नजरि दुनू किताब-कापी-पेनक जोड़ापर अँटकि गेल। पहिनेसँ दोबर कितावक थाक भऽ गेल। अएना जेकाँ एक दोसरक हृदयमे अपन-अपन रुप देखए लगल। किताबक लिखावट प्रेसक होइत। तहूमे एक्के प्रेसक किताव। मुदा काँपी तँ अपन-अपन हाथक लिखल होइत। एक दोसराक काँपी उलटा-उलटा देखए लगल। देवनागरी लिखावट लोचनक सुन्दर मुदा अंग्रेजी लिखावट सुकन्याक सुन्दर। ऐना किअए भेल? एक्के हाथक लिखावट दब-तेज कोना भऽ गेल। मुदा उत्तर ककरो मनमे नहि अबैत। अनायास सुकन्याक मन नाँचल। एते काल भऽ गेल अखन धरि पानियो नहि अनलौं। धड़फड़ा कऽ कोठरीसँ निकलि छिपलीमे जलखै आ लोटामे पानि नेने आबि चौकीपर छिपली रखि हाथ शुद्ध करै लऽ लोटा बढ़ा, चौकीक गोड़थारी दिशि पलथा मारि बाबाक पाहुनकेँ खुआवए बैसि गेली। खेबाकाल पुरुख चुप रहैत, नोन-अनोनक प्रश्न किअए उठतै। समदर्शी मिथिला छियै कि ने?

एक बजेसँ लऽ कऽ चारि बजे धरि परीक्षाक कार्यक्रम रहैक। पहिल दिन लोचनो दुर्ग टपै लऽ जाएत तँ सुकन्याक मन मृगा जेकाँ नचैत। भिनसरेसँ सुकन्या लोचनपर नजरि अटकौने....... समएपर अपन काज पुरबैक अछि। हमरा चलैत जँ शुभ काजमे बाधा होयत तँ भगवानक ऐठाम दोखी हएब। मास्टर साहेबक सिखौल बात सुकन्याकेँ मन पड़ल। काजक भार तँ लोचनक उपरमे छन्हि हम तँ हुनकर मदतिगार मात्र छिअनि। तँ नीक हएत जे हुनकेसँ पूछि लिअनि। चंचल मनमे उठलै-पूजाक तैयारीमे सभ किछु फुलडालीमे सजबैत होएत बीचमे बाधा देब उचित नहि। हो न हो फूल-पत्तीक जगहे बदलि जाइन। अनायास मनमे उठल-हाय रे बा घड़ी तँ देखबे ने केलहुँ। अगर बारह बजि गेल हेतइ तँ खुअबैक दोखी के हएत? मन व्याकुल, अव्यवस्थित वस्त्र, केश छिड़िआएल, कर्मक भारसँ भादबक अन्हरिया जेकाँ अन्हार आँखिक आगू सुकन्याकेँ पसरि गेल। कतऽ जाउ ककरा पुछियै। गाछो-बिरीछ नहि अछि जे पुछि लैतियै। अस्त-व्यस्त अवस्थामे सुकन्या माए लग पहुँच बाजलि- ''भानस भेलौ?''
''अखने। अखन तँ आठो नै बाजल हएत।
''जलखै भेलौ?''
''बच्चा कहलक एक्के बेर खा कऽ सबेरे जाएब।''
जहिना केचुआ छोड़ैत समए साँपकेँ होइत, भले ही नव जीवन किऐक ने प्राप्त करै मुदा दर्द तँ हेबे करैत छैक। मीरा जेकाँ सुकन्या राजस्थानक तँ नहि। मिथिलाक वाला। परिवार आ समाजक सुकन्या अदौसँ समर्पित। बम्बईक धुन (गीतक धुन) बहुत मधुर होइत अछि तँ समवेत स्वरमे माए-वहिनक चैतावर, बारहमासा आ समदाउनक तँ मधु सदृश्य अछि। जहिना मधुमाछी उड़ि-उड़ि कखनो आमक गाछपर चढ़ि सोझे अपन प्रेमी मंजर लग पहुँच जाइत तँ लगले माटिपर ओंघराएल चमेलीक रसकेँ आमक रसमे महा मिश्रणक घोल बनबैत, तहिना ने छी।
कोठरीसँ निकलितहि लोचनक आँखि सुकन्यापर पड़ल। हजारो रश्मि रुपी तीर दुनूक बीच टकराए लगल। मुदा दू रंग। जहिना लड़ाइक मैदानमे वीर असीम विसवासक संग मरै लऽ नहि बलिदान होइ लऽ बढ़ैत अछि, तहिना लोचनोक हृदयमे होइत। कलीक खिलैत फूल जेकाँ मुँह। मुदा सुकन्या मने-मन भगवानसँ आराधना करैत जे ''कुरुक्षेत्रसँ लोचन हँसैत आबए।''
उचंगल मन फेरि उचङि गेल। ओसारसँ निच्चाँ उतड़ितहि सुकन्याक हृदय लोचनकेँ पाछूसँ ठेलए लगल। जहिना बच्चा सभ माटिक पहीया, कड़चीक गाड़ी बना धनखेतीक माटि उघि-उघि अंगनाक ओलतीमे दऽ खुशी होइत जे हमर अंगना चिक्कन भऽ गेल, तहिना आगू-बढ़ैत लोचनकेँ देखि सुकन्याकेँ खुशी होएत। मुदा खुशी अंटकल नहि। लगले चारि बाजि गेल। मनमे उठलै भुखल भायकेँ जलखै कहाँ खुएलहुँ। जहिना किसानक खेत दहा गेलासँ व्यापारमे मंदी आबि गेलासँ, बेरोजगार भेलासँ कि भीख मंगोकेँ कियो भीख देनिहार नहि रहत तहिना जे धरती करोड़ो पतिव्रता नारी पैदा केलक वहए धरती पतिहत्यारा भऽ जहल कटबैत अछि। साढ़े चारि बजे बेरि-बेरि देखलोपरान्त सुकन्याक नजरि मौकनी हाथीपर चढ़ल गणेश जी जेकाँ लोचनकेँ अबैत देखि लोटामे पानि-थारीमे जलखै परोसि आंगनक ओलतीमे ठाढ़ भऽ देखय लगल। अखन धरिक लोचनक साइयो मनोहर रुप मनमे नाचए लगलै। कोठरी आबि लोचन गरमाएल देहक कपड़ा बदलि जलखै करए लगल। विस्मित भेल सुकन्याक मुँह बाजि उठल- ''केहन परीछा भेल भाय?''
''बहुत बढ़ियाँ। जरुर पास करब।''

जरुर पास सुनि सुकन्याक हृदय हनुमानक राम जेकाँ देखलक। मनमे आशाक सिहकी उठलैक। संगिये तँ जिनगीक जीत दिअबैत अछि। अपन सुखद जिनगीक मनोहर रुप लोचनमे देखि सुकन्या मोहित होइत बाजलि- “औझुका पेपर तँ नीक भेल मुदा आन दिनक जँ अधला हुअए, तहन?”
“ओ ओहि दिनक मेहनतपर निर्भर अछि। ऐकर जबाव हँ-नहिमे नहि देल जा सकैत अछि।”
सातम दिन परीक्षाक अंत भेल। स्कूलसँ आबि पक्षधरकेँ गोड़ लागि लोचन बाजल- “बाबा परीछा समाप्त भऽ गेल। गाम जाइ छी।”
असिरवाद दइसँ पहिनहि बाबाक मनमे उठलनि, जहन एहिठाम काज सम्पन्न भऽ गेलैक तहन रोकब उचित नहि। सबेर-अबेर भेनहुँ अपन घर तँ पहुँच जाएत। बात बदलैत बाबा पुछलखिन- “केहन परीछा भेलह?”
मुस्की दैत लोचन- “पास करब बाबा।”
लोचनक मुस्की पक्षधरक हृदयकेँ, सलाइक काठी जेकाँ, आनन्दक कोठरीकेँ रगड़ि देलकनि। मन पड़लनि जनकपुरक धनुष यज्ञ। ठहाका मारि कहलखिन- “भाग्य ककरो लिखल नहि होइ छैक, बनाओल जाइ छै बौआ।”
आंगनक ओलती लग ठाढ़ि सुकन्याक मन मृगा जेकाँ व्याकुल भऽ नचैत। जहिना अपने नाभिक सुगंधसँ मृगा नचैत तहिना सुकन्याक मन परीक्षाक समाचार सुनै लऽ नचैत। मुदा दरबज्जो तँ दोसराक नहिये छी, सोचि आगू बढ़ल।
दुनू गोटेकेँ माने सुकन्या आ लोचनकेँ देखि पक्षधर बाबा कहलखिन- “आइ तोँ विद्याध्ययनसँ गृहस्ताश्रममे प्रवेश कऽ रहल छह। तँ बाबाक लगाओल फुलवारीक सुखल-मौलाएल डारिकेँ कमठौन कऽ खाद-पानिसँ सेवा करिहह। ओहिमे नव-नव कलश चलतै। जहिसँ हँसैत-खेलाइत जिनगी चलतह।”
मूड़ी गोंतने लोचन आंगन आबि पानि पीबि किताव सरियवैक विचार केलक। कितावपर किताब गेटल देखि हाथ काँपए लगलै। सुकन्याक मन कानि उठल। जहिना कोनो धारक दुनू मोहारपर बैसल यात्रीकेँ होइत अछि तहिना सुकन्याक मनमे उठए लगल। लोचन सफलताक जिनगीमे पहुँच गेल आ हम? आशा-निराशाक क्षितिजपर लसकि गेल सुकन्या।
सीमाधरि लोचनकेँ अरिआतए सुकन्या विदा भेलि। गामक सीमा बिला गेल। ने लोचन सीमा देखैत जे घुमैक आग्रह करितैक आ ने सुकन्या देखैत जे अंतिम विदाइ दइतैक। अजीव गामोक सीमा अछि। एक्को परिवारकेँ गाम मानल जाइत अछि -जेना भोजमे- तहिना दसोगाम माला बनि गाम बनि जाइत (दस गम्मा जाति) अछि। अरिआतने-अरिआतने सुकन्या लोचनक घर धरि पहुँच गेली।
पनरह दिन बीतैत-बीतैत अनेको मौगिआही कचहरीमे फैसला लिखा गेल जे ‘सुकन्या पक्षधरक घरसँ निकलि अजाति भऽ गेलि।’ कचहरीक फैसला सुनि-सुनि दुनू गोटेक सुकन्याक माए-बापक करेज दड़कए लगलैक गेलइ। कनैत मन बाजए लगलैक, मनो ने अछि जे कहियासँ दुनू परिवारमे दोस्ती अछि। सभ तुर हमहूँ जाइ छी आ ओहो सभ आबि रहैत छथि। मुदा आइ की देखि रहल छी। जाधरि पिता जीबैत छथि ता धरि एहि परिवारक हम सभ के होइ छी? समाजक लोकक जबाव ओ देथिन। पिताकेँ गामक लोकक बात कहलखिन। बेटा-पुतोहूक बात सुनि गरजि कऽ पक्षधर कहलखिन- “जइ समाजमे मनुक्खक खरीद-बिकरी गाए-महीसि, खेत-पथार जेकाँ होइए कि ओहि समाजकेँ पँच तत्वक बनल मनुष्य कहल जा सकैत अछि। जँ से नहि त हमर कियो मालिक नहि छी। कियो ओँगरी देखाओत त ओकर ओँगरी काटि लेबइ। आइये

दोस्तक ऐठाम जाइ छी आ देखि-सुनि अबै छी। जहन भाँग पानिमे अलगि गेल तहन पुतोहू बुझलनि जे भाँग पीसा गेल। पोछि-पाछि सिलौटकेँ धोय बाटीमे रखलनि। दरबज्जापर बैसल पक्षधरक मनमे उठलनि जे नअ बाजि गेल, अखन धरि किअए ने कियो आएल। फेरि मन उनटि कऽ भाँगपर गेलनि। भाँगपर नजरि पहुँचतहि मनमे उठलनि जे बिनु भाँग पीनहि तँ ने सभ निसा गेल अछि। तहन भाँगक जरुरते की? किछु दिन पहिने धरि सभ गाममे एकदिना फगुआ होइत छलै, मुदा आब तीन दिना भऽ गेल। ओना तीनि रंगक पतरो आबि गेल अछि। मुदा अपना गाममे तँ एकदिने अखनो धरि होइत आएल अछि आ जाधरि जीबि ताधरि होइत रहत। कीर्तन मंडलीक संग-संग आनो-आन पक्षधर ऐठाम पहुँचलाह। अनगिनित थोपरी बजौनिहार आ अनगिनत गबैयाक समारोह। चीनीमे धोड़ल भाँग। सभसँ उमरदार रहितहुँ पक्षधर भाँग परसिनिहारकेँ कहलखिन- ''पहिने नवतुरिया सभकेँ पिआबह। वहए सभ ने बेसी काल गेबो करतह आ नचवो करतह।'' मुदा एक्कोटा नवतुरिया बाबाक बात नहि सुनलक। सबहक यएह कहब रहै जे बाबा सभसँ श्रेष्ठ गाममे छथि, अनुभवी सेहो छथि। तँ जँ ओ गोबर खत्तेमे खसताह तइओ हम सभ नहि छोड़बनि। नवतुरियाक बात सुनि पक्षधरक मनमे उठलनि अखन आंगनमे कहाँ छी दरबज्जापर छी। दस गोटेक बीच छी। तहन के छोट के पैघ कोना हएत? सभ तँ ब्रह्मेक अंश छी। तहूमे एते टुकड़ी एकठाम एकत्रित छी। दू गिलास भाँग पीबि पक्षधर उठि कऽ ठाढ़ होइत फगुआ शुरु केलनि- ''सदा आनन्द रहे एहि दुआरे, मोहन खेले होरी हो।'' ढोलक, झालि, कठझालि, हरिमुनिया, मजीरा, खजुरी, डम्फा, गुमगुमाक संग सइयो जोड़ थोपड़ीक महामिश्रणक धुनक संग कोइली सन मधुर अवाजसँ लऽ कऽ टिटहीक टाँहि धरिक बोल अकासमे पसरि गेल। ओना जमीनो खाली नहि रहल। इंगलिश डान्ससँ लऽ कऽ जानी धरिक नाच आ मेल-फीमेलक जोगीड़ा जोर पकड़िनहि रहै। बजनियो सभ अपन-अपन बाजो बजबैत आ कुदि-कुदि नचबो करैत। गोसाँइ डूबै बेरि फेरि पक्षधर भाँग बनबौलनि। अपन शक्तिकेँ कमजोर होइत देखि दोबरा-दोबरा सभ पीलक। उत्साहो दोबरेलै। पुरनिमाक राति। हँसैत चान। फागुन मास रहने अकासमे कतौ बादल नहि। मुदा तरेगण मलिन भऽ अपन जान लऽ झखैत। किऐक नहि तरेगण अपना जान लऽ झखत? आखिर बसन्त-बसन्तीक समागमक दिन छी की ने। गामक दछिनवरिया सीमापर समन जरए लगल। समनक धधड़ाकेँ पक्षधर उत्तरसँ दछिन मुँहे कुदलाह। बाबाकेँ देखितहि सभ एका-एकी कूदए लगल। धधड़ा मिझा गेल। मुदा जरनाक आगि चकचक करितहि रहल। समदाउन गबैत सभ घरमुँहा भेलाह।

1.खड़ानन्द यादव-गहूमक बोरा, 2.-उमेश मंडल-जेहन मन तेहन जिनगी

१

खड़ानन्द यादव

ग्राम- बेलही (कचनवा)

लोकही

जिला- मधुबनी

गहूमक बोरा

चारि इस्वीक बाढ़िक विभीषिका। कोसी-कमलाक बीचक एगारहो धारक पानि एकबट भऽ संगे-संग समुद्र बना दछिन मुँहे दौड़ैत। लोकसँ लऽ कऽ मालो जालक जान अवग्रहमे पड़ि गेल। जरल पेट एकत्रित भऽ सरकारीक गहूमक गोदाम अपन बुझि लुटि लेलक। अन्नागांहिस मुद्दालहक नामसँ केस भऽ गेल। जे पकड़ाएत सएह मुद्दालह। भलेहीं ओ लुटने हुअए वा नहि। लुटनिहार बाढ़िक कबचक उपयोग कऽ लेलनि। मुदा, जे नहि गेल रहथि ओ निचेन जे हमरा कि हएत?

सरकारी गोदाम लूटि। जहिठाम कुरसीपर बैसि करोड़ो लुटैत ओ थोड़े पकराइत। आिक ओकरा चरित्रमे थोड़े कोनो दोष लगतै जे घुस लैत पकड़ा जहलो जाइत आ घुस दऽ कोर्टसँ निर्दोषो साबित होइत।

ई तँ युगक धरम छी। ओहनो तँ युग होइत जहिमे घुसो एक तरहक कारोबार छी।

लोहाक टोपी माने हेलमेट बला सिपाहीकेँ दौड़ शुरू भेल। सभ अपन गर धऽ लेलक। थाना-पुलिसक काज ढोलबा बुझैत नहि। बम्बइयोमे कोठिऐक काज करैत रहै। संयोगसँ गाम आएल रहै। लोकक सुन-गुन पाबि ढोलबाक घर घेरि लेलक। ओ बुझि गेल जे पकड़ा जाएब। किएक तँ ऐहन-ऐहन घटना बम्बईमे संगी-साथीक मुँहे सुनने रहए। पत्नीकेँ कहलक- ‘‘हम बोरामे पैसि जाइ छी अहाँ बोराक मुँह बाहरसँ बान्हि देबइ।’’

सएह केलक। आँखिक सोझे देखै दुआरे बोरामे कने भूर कऽ देलक। एकटा सिपाही घरक बोरा देखि ढोलबाक पत्नीकेँ पुछलक- ‘‘इसमे क्या है?’’

- ‘‘गहूम।’’

लोकक संग-संग गहूमो पकड़ैक रहैक। गहूम सुनि संगीकेँ सोर पाड़ि सिपाही बाजल- ‘‘पकड़ मे आ गया। जल्दी आओ?’’

तीनि-चारिटा सिपाही दौड़ कऽ पहुँच गेल। बीचे घरमे बोरा देखि अपन सफलताक ऐहसास भेलै। बोराक भीतर ढोलबा संच-मच भेलि पड़ल सभ किछु देखैत-सुनैत रहै। दूटा सिपाही बोराक एक भागक दुनू कोन पकड़ि आ तेसर बोरा मुँहक बान्ह पकड़लक। बान्ह ढील रहै उठैबतहि ससरि गेल। डोरीकेँ ससरितहि ढोलबाक दुनू पाएर निकलि गेल। बोरा निकालि, ढोलबाकेँ पकड़ि, जीपमे चढ़ा सिपाही विदा भऽ गेल।

२



उमेश मंडल

जेहन मन तेहन जिनगी

सभ दिनेक समयानुसार एकटा साधु सबेरे स्नान करए लेल नदीक पानिमे पैसलाह। डाँड़ भरि पानिमे पहुँच पूब मुँहे सूर्य दिस तकलनि। जहिना माटिक तरक बीजक अंकुर बीजसँ निकलि धरतीक उपर अबैत रहैत तहिना सूर्यो अन्हारक गर्भसँ निकलि अकास दिशि चढ़ैत रहथि। जहिना धरतीक उपरका परत अंकुरक पाग सदृश्य बनि जाइत तहिना सूर्यक किरिण अन्हारक पाग पहीरि लेलक। तहि काल ओ साधु एकटा मुसरी माने चुहियाकेँ पानिक बेगमे भसैत अबैत देखलनि। अवग्रहमे पड़ल मुसरीकेँ साधु हाथसँ उठा उपर आिब राखि पुन: स्नान करए पानिमे पैसलाह। स्नानक उपरान्त ओकरा अपना संगे कुट्टीमे अनलनि। कुट्टीमे मुसरी रहए लागलि।

साधुक क्रिया-कलाप देखैत किछु मासक उपरान्त मुसरी नमहर भेलि। ओकरो साधुक बरदान पबैक मन भेलइ। अबसर पाबि मुसरी साधुकेँ कहलकनि- "आब हम जुआन भेलौं। जुआनक पछाति बूढ़ि हएब। बूढ़ि भऽ मरि जाएब। मुइलाक पछाति तँ वंश समाप्त भऽ जाएत। तँ विआह करा दिअ?"

सूर्यकेँ देखबैत साधु कहलखिन- "एकरासँ विआह करब?"

आिग जेकाँ धधकैत सूर्यकेँ देखि मुसरी बाजलि- "ओ तँ आिगक गोला छयैक। हमरा शान्त स्वभावक चाही।"

बादलकेँ देखबैत साधु कहलखिन- “ओ तँ ठंढ़ो अछि आ सूर्यसँ नम्हरो अछि। देखैते छहक जे सूर्योकेँ झाँपि दैत छन्हि?”

मुसरीक मनमे नहि जँचल किऐक तँ ओहूसँ नम्हर पति जाचैत छलि। बाजलि- “नहि, ओहूसँ नमहरसँ करा दिअ।”

पवनकेँ देखबैत साधु कहलखिन- “ओ तँ बादलोसँ नमहर अछि। किएक तँ बादलोकेँ ऐम्हरसँ ओम्हर उड़बैत अछि।”

मुसरीकेँ ओहो पसिन्न नहि भेल। अपन नापसन्दगी साधुकेँ जनौलक। तखन मुस्कुराइत साधु पहारकेँ देखबैत कहलखिन- “ओ तँ पवनोकेँ रोकि दैत अछि।”

फेरि अपन नापसन्दगी मुसरी व्यक्त केलक। तखन पहाड़मे बिल खुनैत मूसकेँ देखबैत साधु पुछलखिन।

मुसरीकेँ पसिन्न भऽ गेल। चौवन्नियाँ मुस्की दैत बाजलि- “विल्कुल पसिन्न अछि। कदो एकरंगाहे अछि। छोट कद रहितहुँ। पहाड़केँ खुनि खोखला बनाओत। जखने पहाड़ खोखला बनत तखने जेमहर गुड़कबैक मन हेतइ तेमहर गुड़कौत।”

मूसकेँ बजा मुसरीसँ विआह करबैत बरिआती सभकेँ साधु कहलखिन- “जिनगीमे सभकेँ एहिना रंग-विरंगक अवसर अबैत अछि। मुदा, ओ अपन मनेक अनुरूप अपन पति चुनि जिनगी वितबैत अछि।”



प्रेमशंकर सिंह: ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा।मौलिक मैथिली: १.मैथिली नाटक ओ रंगमंच,मैथिली अकादमी, पटना, १९७८ २.मैथिली नाटक परिचय, मैथिली अकादमी, पटना, १९८१ ३.पुरुषार्थ ओ विद्यापति, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर, १९८६ ४.मिथिलाक विभूति जीवन झा, मैथिली अकादमी, पटना, १९८७५.नाट्यान्वाचय, शेखर प्रकाशन, पटना २००२ ६.आधुनिक मैथिली साहित्यमे हास्य-व्यंग्य, मैथिली अकादमी, पटना, २००४ ७.प्रपाणिका, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००५, ८.ईक्षण, ऋचा प्रकाशन भागलपुर २००८ ९.युगसंधिक प्रतिमान, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८ १०.चेतना समिति ओ नाट्यमंच, चेतना समिति, पटना २००८। २००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा यात्री-चेतना पुरस्कार।

मायानन्दक रेडियो-रूपक-शिल्प

समय परिवर्त्तनशील अछि, जकर प्रभाव अभिव्यक्तिक माघ्यम पर पड़ैछ आ साहित्यक स्वरूप विधान सेहो परिवर्त्तित भ' गेल। अभिव्यक्तिक परिवर्त्तनक फलस्वरूप नाट्यक रूप-विधान पूर्णत: परिवर्त्तित भ' गेल अछि। रेडियो रूपक औहने सुंदर पाठ्य सामग्री भ' सकैछ जेना संस्कृतक अमर कवि अपन नाटकक सभमे देलनि। रेडियोक आविष्कारक फलस्वरूप रेडियो-रूपककेँ जकरा दृश्य काव्यक अन्तर्गत गणना कयल जाइत छल ओ आब श्रव्य-काव्यक श्रेणीमे परिवर्त्तित भ' गेल अछि। रेडियो-रूपक एक नवरूपमे हमरा समक्ष आयल अछि। जाहि कला कृतिकेँ रंगमंचपर प्रेक्षकक समक्ष प्रस्तुत कयल जाइत छल ओ आब स्टूडियोमे अभिनीत भ' कए श्रोताक कान धरि पहुँचि गेल अछि। पूर्वमे नाट्य-प्रेमी नाटकक समक्ष प्रस्तुत होइत छलाह, किन्तु आब नाटकक हुनका समक्ष प्रस्तुत होमय लागल अछि। आधुनिक परिप्रेक्ष्यमे प्रेक्षक मात्र श्रोता रहि गेल अछि आ रेडियो सम्पन्न आ विभिन्न घरक प्रेक्षागृह बनि गेल अछि।

वस्तुत: रेडियो रूपक रंगमंचीय नाटकक दृश्य-पक्ष हैबाक कारणेँ शुद्ध शब्दमे निहित भावना पक्षमे कतहु-कतहु अवरोध आबि सकैछ ओतय रेडिया-रूपकमे भावना पक्ष निर्वाध गतिशील रहैछ। रेडियो-रूपक पूर्णत: श्रव्य काव्यथिक।ध्वनि एकर मूलभूत अपार थिक ध्वनि भावाव्यक्तिक सशक्त साधन थिक। जे कार्य चित्रकारमे रंगक माघ्यमे करैछ रेडियो रूपककार आ प्रस्तुतकर्ता घ्वनिक माघ्यमे करैछ। एडवर्ड सेकविल वेस्टक कथान छनि जे आत्यन्तिक नमनीयता आ काल्चनात्मक सांकेतिकताक शक्तिक कारणेँ ई रंगमंच आ चित्रपटसँ अधिक नाटकीयताक सृष्टि करैत अछि।

अभिव्यक्तिक माघ्यमक परिवर्त्तनक प्रभाव मैथिली साहित्य चिन्तक मनीषी लोकनिपर सेहो पड़लनि कारण समयक जे माँग छलैक ओहिसँ साहित्य मनीषी लोकनि कोनो निरपेक्ष रहि सकैत छथि। एकर परिणाम भेल जे मैथिली साहित्यमे रेडियो-रूपकक रचनाक शुभारम्भ भेल तथा बीसम शताब्दीक उत्तरार्द्धमे ई विधा पूर्ण विकसित भ' गेल जकर प्रभाव रचनाकार लोकनिपर पड़लनि।

स्वातंत्र्योत्तर काल मैथिली भाषा आ साहित्यक हेतु उत्थान कालक रूपमे जानल जाइत अछि, कारण कतिपय साहित्य-चिन्तक प्रादुर्भाव भेल जे मनसा-वाचा-कर्मणा अपन मातृभाषाक उन्नयनार्थ साहित्यिक गतिविधिमे सहयोग देलनि ताहि परिप्रेक्ष्यमे वर्त्तमान शताब्दी पल्लवित-पुष्पित भ' रहल अछि। मैथिली भाषा आ साहित्यिक क्षेत्रमे गत शताब्दीमे क्रान्तिक बीज वपन भेल जे साहित्यिक गतिविधिकेँ दिश संकेत करबामे सहायक सिद्ध

भेल। कतिपय साहित्य सेवी तपः सपूत नव स्फूर्ति आ नव स्पन्दनक संग साहित्य ओ भाषाक सम्वर्द्धनमे अपन अभूतपूर्व साहित्यिक अवदानक संग प्रवेश कयलनि जे साहित्यक स्रोत एक नव स्पन्दनसँ भरय लागल तथा ओहिमे जे अभाव छल तकर पूत्यर्थ रचनाधर्मी साहित्य चिन्तक अत्यंत लगनशीलता आ तन्मयताक संग एकर सम्वर्द्धनार्थत्पर भेलाह जकर परिणाम भेल जे मातृभाषाक विशाल भण्डार कें भरबाक निमित्त ओ सब कृत संकल्प भेलाह।

गत शताब्दीक चतुर्थ दशकमे मातृभाषाक उन्नयनार्थ एक नवोन्मेषशालिनी प्रतिभा सम्पन्न साहित्य चिन्तकक प्रादुर्भाव भेल जे उपन्यासकारक रूपमे कथाकारक रूपमे, गीतकारक रूपमे आ समीक्षकक रूपमे सम्पोषित कयलनि ओ छथि मायानन्द मिश्र (1934) जनिक अक्षय कृतिसँ मैथिली पाठक नीक जकाँ परिचित छथि; किंतु ओ एक विशिष्ट रेडियो-रूपककार सेहो छथि तकर परिचय अद्यापि नहि भेटि पौलनि अछि तकर दोषी मैथिलीक इतिहासकार आ आलोचक छथि। एहि प्रसंगमे इतिहासकार आ आलोचक सर्वथा मौन छथि। ने जानि किएक ई एक अनुत्तरित प्रश्न अछि। रेडियोमे जीविकापन्न करबाक कारणेँ ओ समय-समयपर भवानन्दक नामे रेडियो-रूपकक रचना कयलनि। हिनक पाँच रेडियो-रूपक अद्यापि हमरा दृष्टिपथपर आयल अछि ओ थिक*, एके बापक बेटा, नवलोकः नवगप्प, गुड़-चाउर, अपन आन आ इतिहासक विसरल (अभियान-2)* शेष चारू अद्यापि अप्रकाशित अछि, किन्तु सभक प्रसारण आकाशवाणी पटनासँ भेल अछि।

जीवकोपार्जनार्थ मायानन्द आकाशवाणी पटनाक चौपाल कार्यक्रमसँ विगत अनेक वर्ष धरि सम्वद्ध रहलाह तेँ हुनका समय-समयपर रेडियो रूपकक रचनाक प्रतिवद्धता रहलनि। ओ रेडियो-रूपकक शिल्पक सैद्धान्तिक एवं व्यावहारिक पक्षक सूक्ष्मताक संग अध्ययन कयलनि। हिनक उपलब्ध रेडियो रूपकमे हमर पारिवारिक, सामाजिक आ ऐतिहासिक पहलूक चित्रण भेल अछि। कलाकार युग-जीवनक प्रति अधिक जागरूक रहैछ तथा ओकर प्रयास रहैछ जे संसारकेँ खुजल आँखिए देखय। मायानन्द सजग मानवतावादी कलाकार छथि तेँ ओ युगीन समस्याक प्रति अपन जागरूकता देखौलनि। आधुनिक आर्थिक वैषम्यसँ उत्पन्न रिक्तताक स्थिति, समाजक मघ्यवर्गीय लोकक वेरोजगारी, ओकर दुर्दशा, सामाजिक यथार्थ आदिकेँ ओ अपन रेडियो रूपकमे चित्रित क' कए ओहिपर तीक्ष्ण व्यंग्य सेहो कयलनि। यथार्थक पृष्ठभूमिपर आधारित आदर्श-स्वर हिनक रेडियो-रूपकमे मुख्य स्वर थिक।

**कथानक :**

मायानन्दक रेडियो-रूपकमे युगीन समस्याक प्रति अधिक जागरूकता देखबामे अबैछ। आधुनिक आर्थिक वैषम्यसँ उत्पन्न स्थिति समाजक मघ्यवर्गीय लोकक वेरोजगारी, ओकर दुर्दशा, संघर्ष आदिकेँ ओ अपन रेडियो रूपमे उपस्थापित कयलनि। एहि परिप्रेक्ष्यामे हमर समाजक पारिवारिक यथार्थकेँ अंकित करबाक उपक्रम कयलनि जाहिसँ कथाक विकास सरल गतिसँ भेल अछि। कथाकार हैबाक कारणेँ ओ रेडियो-रूपकक

कथानकक निर्माणमे अपन कुशलताक परिचय देलनि। ई अपन रेडियो रूपकक कथानक निर्माणमे जिज्ञासा तत्वपर विशेष बल देलनि। हिनक प्राय: सब रेडियो-रूपक कोनो-ने-कोनो रहस्यपर आधारित अछि जकरा उद्घाटित कयल गेल अछि जाहिसँ रूपक चमत्कारिक बनि गेल अछि। हिनक कथानक संघर्षपर आधारित अछि। कथानक निर्माणमे विशेष कौशल परिलक्षित होइत अछि। ओहिमे संघर्ष अछि, गति अछि।

*एक्के बापक बेटाक* कथानक एक आदर्श भातृप्रेमक उदाहरण प्रस्तुत करैत अछि। हरि आ मदन दूनू भय छथि। हरि एक आफिसमे अल्प वेतन भोगी मुलाजिम अछि। अपन छोट भाय मदनकेँ शिक्षित-दीक्षित करबामे ओ कोन-कोन ने बेलना बेललनि, किन्तु यथासमय नोकरी-चाकरीक व्यवस्था नहि भ' पौलनि तँ एक ट्यूशनक व्यवस्था कयलनि जाहिमे अपन वेतनक टाका मिला क' ओकर अहाँक तुष्टि कयलनि। अन्तत: एहि रहस्यक उद्घाटन तखन होइछ जखन मदनक डिप्टी कलक्टरक परिणाम अबैत अछि। पारिवारिक परिवेशमे अल्प आयक कारणेँ कर्जक भारसँ आयल रिक्तताक एक सुखद सोहान वातावरणमे परिवर्त्तित भ' जाइछ। अधुनातन संदर्भमे एहन भ्रातृ प्रेम कतहु नहि देखबामे अबैछ। रेडियो रूपककार एक एहन वातावरणक निर्माण करबामे सफल भ' पौलनि अछि जे भ्रातृ प्रेमक अद्भुत उदाहरण प्रस्तुत करैछ।

पारिवारिक पृष्ठभूमिपर केन्द्रित अछि *नव लोकः नवगप्पक* कथानक। किसुन एवं विसुन दूनू भैयारी नोन-पानि जकाँ सम्मिलत रहैत छलाह, किन्तु जिलेबी साहूक कर्जक तगादाक कारणेँ पारस्परिक प्रेम एहन तिक्त वातावरणक निर्माण करबामे सक्षम होइछ जे एक दोसराक जानी दुशमन मानि संयुक्त परिवारके खण्डित करबाक हेतु डेग उठयबाक उपक्रम करैत छथि। मधुकान्तक सत्प्रयासेँ सब समस्याक समाधानोपरान्त तिक्तता मधुरिमामे परिवर्त्तित भ' जाइछ तथा संयुक्त परिवार यथावत रहि जाइत अछि। रेडियो-रूपककार समाजिक परिवेशमे परिवर्त्तित विचारधाराक धरातलपर नव दिशा समाजकेँ एहिमे देबाक उपक्रम कयलनि अछि जे नवतावादी सर्वथा नव आयामक सृजन करबामे सहायक होहत छथि जे टूटैत परिवार पुन: संगठित भ' जाइत अछि। अन्यथा विखण्डित भ' जाइत।

पति-पत्नीक हास-परिहासपर केन्द्रित अछि *गुड़ चाउर* कथानक। पारिवारिक पृष्ठक भूमिमे कलहक जड़ि होइत अछि गहना-गुरिया जकरा लेल पारस्परिक ईर्ष्या-द्वेष उत्पन्न भ' कए प्रेमक पवित्र बंधनकेँ तोड़ि दैत अछि। द्वारिका अपन पत्नी लक्ष्मीकेँ आध सेरक सूति गढ़बा दैत छथि जकर फलस्वरूप संयुक्त-परिवारमे विघ्नक बीजारोपण होइछ तथा माधव पत्नी जयाकेँ ई घटना सर्वथा अनसोहाँत लगैत छनि। जया माधवकेँ सतत प्रेरित करैत छथि जे साझी आश्रममे रहबाक अब कोनो अर्थ नहि रहि गेल अछि। शनै:-शनै: समस्या एतेक गम्भीर भ' जाइछ जे एहि घटनाकेँ ल' कए द्वारिका आ माधव संयुक्त परिवारक परम्पराकेँ खण्डित क' कए भीन-बखरा करबाक हेतु उताहुल भ' जाइत छथि। किन्तु लक्ष्मीकेँ ई स्वीकार नहि होइत छनि जे हुनका

पसिन नहि। अन्तत: भीन-बखराक बात खटाईमे पड़ि जाइत अछि तथा दुनू भाय संयुक्त परिवारमे रहबाक अभिलाषी बनि जाइत छथि।

*अपन आन* रेडियो रूपकमे सामाजिक वातावरणक विशिष्ट संदर्भकेँ रेखांकित करैत अछि जे हमर समाजमे एहन-एहन महनुभाव एखनो वर्त्तमान छथि जनिक सतत इएह प्रयास रहैछ जे एहन विषम वातावरणक निर्माण करी से भाय-भायक बीच जे आपसी प्रेम, स्नेह, आ सद्भावना अछि ओ तिक्ततामे परिवर्त्तित भ' जाय। शीतल झा एक एहने पात्र छथि जे मुखियाक चुनावक अवसरपर शिवान्त आ विष्णुकान्तकेँ चुनावमे एक दोसराक विरोधी रूपमे वर्णित क' कए अपन उल्लू सोझ करबाक प्रयासमे लागि झूठ-फूस, प्रपंचक ताना वाना बुनि क' दुनू भायकेँ चुनाव लड़बाक हेतु सतत उत्प्रेरित करैत रहैत छथि तथा दुनू पक्षसँ पर्याप्त टाका-पैसा ऐठि क' अपन स्वार्थ सिद्धि करबामे कनियो कुंठित नहि होइत छथि। किन्तु वास्तविकताक रहस्योद्घाटन तखन जा क' होइत अछि जखन कि पिताक वर्खीक अवसरपर दुनू भायकेँ एहि प्रसंगमे विस्तारसँ विवेचन करबाक अवसर भेटैत छनि तथा शीतल झाक वास्तविकतासँ अवगत होइत छथि।

सामाजिक कथानकक अतिरिक्त हिनक एक रेडियो रूपक थिक *इतिहासक विसरल* जाहिमे रूपककार इतिहासक एक आवृत अध्यायकेँ अनावृत करबाक उपक्रम कयलनि अछि। एहिमे मल्ल जनपदक भट्टारक सूर्यकूलभूषण सम्राटक ओहि कथांश दिस संकेत कयलनि अछि जे भारतक प्राचीनतम विश्व विद्यालय वैदिक साहित्य आ परित्तनीक सूत्र अध्ययनार्थ गेल रहथि, किंतु पितृत्यक देहावसानोपरांत सुखद जीवनक परित्याग क' कए सम्राट पदकेँ सुशोभित कयलनि। आचार्य नागभद्रक पट्ट शिष्य श्रेष्ठ आर्य शिल्पीके पारखी सम्राट तत्क्षण हुनक शिल्प कलासँ परिचित भ' जाइत छथि जनिक शिल्प-ज्ञान समग्र आर्यावर्त्तमे प्रख्यात तथा यशोध्वज दिग-दिगन्तमे व्याप्त छल। सम्राटक आदेशानुरूप शिल्पीकेँ दुर्गाक भव्य प्रतिमा निर्माण आज्ञा भेटैछ, किन्तु दुर्योगसँ एहन नहि भ' पौलक आ मूर्ति निर्माण भ' गेलैक राजकुमारी मारूतिका जे साम्राज्ञी छलीह। सम्राट क्रोधान्ध भ' सूर्योदयसँ पूर्व ओकरा राज्य निष्कासनक आज्ञा देल गेलैक। कतोक दिनक पश्चात् आर्य शिल्पी विक्षिप्तता अवस्थामे मल्ल सम्राट रूद्र सिंहक समक्ष प्रस्तुत कयल जाइछ। सम्राट एहि विषयसँ अवगत रहथि जे नागभद्रक अथवा हुनक शिष्यक द्वारा बनाओल निर्मित प्रतिमामे प्राण प्रतिष्ठा स्वयं भ' जाइत छैक। सम्राट इच्छा व्यक्त कयलनि जे एक एहन काल्पनिक अलौकिक नारीक कामना अछि जकर छवि इन्द्रधनुषोसँ अधिक आकर्षक, जकर कान्ति सघन जलदमे छिटकैत विद्युतलतोसँ अधिक प्रखर, जकर मादकता सोमरस पर्यन्तकेँ नीरस तथा कोमलता नवीनताकेँ कठोर बना दैत छैक। सम्राट इच्छा छलनि जे मल्ल जनपद विदैश्वकेँ पराकाष्ठाक काव्य-निर्माणक आधार दैक तथा सौन्दर्य स्नेहीकेँ महान् पवित्र मंदाकिनीक नीक स्नानक फल दैक। राजाक आज्ञा शिरोधार्य क' कए मूर्ति निर्माणार्थ छओ पक्षक कलावधि देल जाइछ।

आर्य शिल्पीक अपूर्ण सौन्दर्य आ ओकार शिल्प ज्ञानपर आकर्षित भ' कए राजकुमारी तुँगभद्रा शनै:-शनै: ओकार सामीप्य सुखक लाभक आकाकांक्षिणी बनि जाइछ तथा अपन अगाध स्नेह जलसँ ओकरा अभिसिक्त करबाक उपक्रम करैछ, किन्तु आर्य शिल्पीक समक्ष हुनक अरण्य रोदन निष्फल भ' जाइछ। मूर्ति निर्माणमे शिल्पी ततेक ने तन्मय भ' जाइछ जे मूर्तिक सौन्दर्य रेखा आर्य महारानी मारुति तथा नासिका आ भौं तुंगभद्रा सदृश स्वयंमेव बनि जाइछ। सम्राट आर्य शिल्पीक मूर्ति कलापर आकर्षित भ' महामात्यक समक्ष विचार व्यक्त कयलनि जे तुँगभद्रा आ आर्य शिल्पी एकत्रित भ' कए नूतन-शिल्पकलाक सृष्टि करथि, कारण राजकुमारी संगीत कलामे निपुण छलीह। एकर सुखद परिणाम हैत जे मल्ल जनपद सौन्दर्य सम्पदाक लेल पुन: विश्वभंरमे अपन ज्योति जगाओल। आर्य शिल्पीक मूर्त्तिकला क्षमता सर्वदा राजकुमारी तुंगभद्राक अनुरूप अछि। सम्राट व्यक्तिक मूल्य वैयक्तिक योग्यताक आधारपर अंकित करबाक आकांक्षी छथि। आर्य शिल्पी एवं तुंगभद्राक समाचारसँ मल्ल साम्राज्ञी उज्जैनक राजकुमारी मारुति जे मल्ल सम्राट रूद्रपतिक अर्धांगिणी छथि ओ अतीव विह्नलता, मंद, कल्पन आ स्पन्दनक अनुभव क' रहल छथि, कारण कोनो समयमे मारुति स्वयं आर्य शिल्पीक छलीह, किन्तु परिस्थितिक विपरीतताक फलस्वरूप ओ आर्य शिल्पीकेँ अपन बनयबासे असमर्थ भ' गेल छलीह तथा पिताक आज्ञानुरूप महामहिम मल्ल सम्राटक रूद्रपतिक अर्धांगिणी बनबा लेल विवश भ' गेल छलीह। एक नारीक जे विवशता होइछ जकर फलस्वरूप ओ आर्य शिल्पीकेँ अपनयबामे असक्षम भ' गेलीह।

परिवर्त्तित परिवेशमे वास्तविकताक रहस्योद्घाटन तखन होइछ जखन सम्राट रूद्रपति अपन कन्याक हेतु ओही आर्य शिल्पीक चयन करबाक अभिलाषी भेलाह जे पूर्वमे राजमाताक प्रेमी छल। राजमाता अर्थात् मारुति स्वयं आर्य शिल्पीक समक्ष प्रस्तुत भ' कए वास्तविकताकेँ उद्घाटन करैत छथि। यथास्थितिसँ परिचित भ' कए आर्य शिल्पी सम्राटकेँ बिनु कोनो सूचना देने अदृश्य भ' जाइत छथि।

हिनक समग्र रेडियो-रूपक पारिवारिक परिवेशपर केन्द्रित अछि। स्वतंत्रताक पश्चात् पारिवारिक स्वरूपपर एतेक शीघ्रतासँ परिवर्त्तन भेल अछि जे संयुक्त परिवारक मान्यता शनै:-शनै: खंण्डित होमय लागल आ एकांगी परिवारक उदय होमय लगलैक ताहि परिप्रेक्ष्यमे संयुक्त परिवारक पारम्परिक ढाँचाकेँ सुरक्षित रखबाक उद्देश्यसँ उत्प्रेरित भ' ओ अपन समग्र रेडियो-रूपकमे ओकर मान्यताकेँ पुनस्थापित करबाक कल्पना कयलनि। ओ इतिहासक ओहि अध्यायपर दृक्पात कयलनि जाहि दिस साहित्यकारक घ्यान नहि आकर्षित भेल छलनि। इतिहासक बिसरलक कथानकमे पर्याप्त नाटकीय तत्व अछि आ ई एक प्रभावशाली रेडियो-रूपक थिक।

पात्र :

मायानन्दक रेडियो रूपकक वैशिष्ट्य थिक ओ कथा-विन्यासमे अत्यल्प पात्रक प्रयोग कयलनि अछि। पात्रक चुनावमे ओ अपन कल्पना शक्तिक प्रयोग क' कए अत्यंत कुशलताक संग पात्रक चयन कयलनि। हिनक रेडियो-रूपकमे प्रयुक्त पात्रक मन-मे कोनो-ने-कोनो द्वन्द्व अवश्य अछि। हुनक प्रत्येक पात्रक मानसिक द्वन्द्वक

सूक्ष्मसँ सूक्ष्म परतकेँ उदघाटित करबामे सफलता प्राप्त कयलनि अछि। हिनक पात्रक मनोभाव आ द्वन्द्वकेँ अत्यंत कुशलताक संग उद्घाटित करबामे सक्षम भेलाह अछि।

मनुष्य जेहन देखबामे लगैछ भीतरसँ ओ ओहन नहि रहैछ। मनुष्यक वाह्य व्यवहार कोनो स्थितिमे ओकर वास्तविक चरित्रक परिचायक भइये ने सकैछ। मायानन्द एक मनोवैज्ञानी सदृश पात्रक अन्त: स्थलमे प्रवेश क' कए मानवक कृत्रिम आवरणकेँ हटा क' वास्तविक रूपकेँ स्पष्ट करबाक प्रयास अपन प्रत्येक रेडियो-रूपकमे कयलनि अछि। मनुष्यक आन्तरिक रूप अत्यंत संवेदनशील, भाव-प्रवण आ कोमल होइत अछि। ओ एहने पात्रक चयन कयलनि वा पात्रक जीवन क्षणकेँ उद्घाटित कयलनि जाहिमे द्वन्द्वक तीव्रता अछि। मनोवैज्ञानिक पात्रक प्रभाव हुनक नाटकीय शिल्पपर प्रचुर परिमाणमे पड़ल अछि। हुनक विशिष्टता थिक जे ओ हरेक पात्रक भावनाक सधनता आ तीव्रताकेँ सरलतासँ पाठकक समक्ष प्रस्तुत कयलनि। हिनक रेडियो रूपकक धरातल मुख्यत: भावनात्मक अछि।

हिनक रेडियो रूपकमे पात्रक शील-निरूपणक विनियोगमे रूपककारक सफलता एहिमे अछि जे अत्यल्प पात्रक प्रयोग द्वारा घटनाकेँ मार्मिकताक संग उपस्थित करबामे सक्षम भ' पौलनि। अपन: आनमे तीन पुरुष पात्र आ दू महिला पात्री, गुड़ चाउरमे दू पुरुष एवं दू स्त्री पात्र, नवलोकः नवगप्पमे पाँच पुरुष आ दू स्त्री पात्र तथा इतिहासक बिसरलमे चारि पुरुष आ तीन स्त्री पात्रक प्रयोग रेडियो रूपककार कयलनि अछि जे हुनक विलक्षण शिल्पक प्रमाण थिक।

इतिहासक बिसरल एक मनोवैज्ञानिक रेडियो रूपक थिक जकरा अर्न्तगत प्रत्येक पात्रक मानसिक यातनाक प्रसंगमे विस्तार पूर्वक विश्लेषण रूपककार कयलनि अछि। आर्य शिल्प, तुंगभद्रा, मारुति एवं महाराज रुद्रसिंह सभ मानसिक द्वन्द्वसँ गुजरि रहल अछि। महाराजक उत्कट अभिलाषा छलनि जे आर्य शिल्पी आ तुंगभद्राक सम्मिलित प्रयाससँ एक नूतन सौन्दर्य कलाक निर्माण संभव अछि, किन्तु साम्राज्ञी मारुति जे यथार्थ वस्तुस्थितिसँ अवगत छथि। ओ नहि चाहैत छथि जे एहन कार्य महाराज द्वारा कयल जाय तदर्थ ओ प्रयत्नशील भ' आर्य शिल्पीकेँ ओतयसँ विदा भ' जयबाक अनुरोध करैत छथि। प्रतिपाद्य रेडियो रूपकक पात्रक मानसिक अंतर्द्वन्द्व अपन पराकाष्ठासँ गुजरि रहल अछि।

दू भायक बीच अनार्द्वन्द्वक रूप भेटैछ अपन आन, गुड़ चाउर, नवलोक नवगप्प एवं एक्के बापक बेटामे। प्रत्येक पात्र अपना अनुसारेँ प्रत्येक कार्यकेँ क्रिया रूप देबापर उताहुल अछि, किन्तु स्थितिक यर्थाथतासँ अवगत भेलापर सभ एकहि भ' जाइत अछि।

रेडियो रूपकमे मनोवैज्ञानिक चित्रणक अनेक सुविधा प्राप्त अछि जकर प्रयोग रूपककार पात्रक मानसिक ओझरौंठकेँ अत्यंत सरलासँ अंकित करैत छथि। एहिमे सामाजिक जीवनक विविध रूपिणी यथार्थताकेँ अंकित कयल जा सकैछ जे अन्तरकेँ उद्वेलित कयनिहार द्वन्द्वक चित्रण भेल अछि। समाजमे भेटनिहार किछु विशेष प्रकारक व्यक्तिकेँ घ्यानमे राखि क’ एहि रेडियो रूपक सभक रचना भेल अछि।

**संवाद :**

संवाद लेखनमे मायानन्द अत्यंत निपुण छथि। वातावरण आ प्रसंगक अनुरूप छोट-पैघ सब प्रकारक संलाप हिनक रेडियो रूपकमे उपलब्ध होइछ। रेडियोपर हिनक नाटकक सफलताक रहस्य ई अछि जे रेडियोक लेल जाहि संसिलष्ट कथानकक एकाग्रता निश्चित दिशा आ सशक्त संलापक अपेक्षा होइत अछि तकर निर्वाह हिनक रेडियो रूपकमे उपलब्ध होइछ। हिनक रेडियो रूपकमे वाचिक तीव्रताक प्रचुरता अछि। अति संक्षिप्त संलाप द्वारा कोना घटना विकास आ भाव व्यंजनाक काज भ’ सकैछ तकर उदाहरण हिनक रेडियो रूपकमे उपलब्ध होइछ।

ई रेडियो रूपकमे संलाप सहज बोलचालक भाषामे लिखलनि अछि। ओहिमे वाकपटुता देखयबाक हेतु भेटैछ जे हास्य-व्यंग्यक सृजनक हेतु उपयुक्त अछि। संलापमे गति अछि। बातसँ बात क्रमिक रूपेँ बहराइत अछि जे हिनक रेडियो रूपकक वैशष्ट्य अछि। संलाप लेखनमे हिनका कुशलता छनि जे रेडियो रूपककेँ नीरस नहि होमय दैछ। संलापमे पात्र, प्रसंग एवं भावक अनुरूप परिवर्त्तित होइत रहैछ जाहिसँ रोचकता आबि जाइछ।

**भाषा :**

रेडियो रूपकक सर्वाधिक महत्वपूर्ण विषय थिक भाषा आ ई भाषा लिखलनि नहि, प्रत्युत भाषित होइछ। अतएव एहन भाषाक प्रयोग हो सर्वसाधारणकेँ बोधगम्य होइक। मायानन्दक रेडियो रूपकमेँ अप्रचलित शब्द जे साधारण जनमानससँ उठि जकाँ गेल अछि तकर प्रयोग अपन नाटकीय भाषान्तर्गत कयलनि। ओ भाषाकेँ व्यावहारिक रूपकेँ रेडियो रूपकमे स्थान देलनि। इएह कारण अछि जे हुनक भाषा कतहु अव्यवस्थित नहि

भ' पौलक। ओ शब्दकेँ तोड़ि- मड़ोड़ि क' कहु विकृत नहि कयलनि। हुनक भाषाक रसधार सर्वथा स्वच्छन्द आ स्वाभाविक रुपेँ प्रकाशित भेल। ओ सब प्रकारक भावक प्रकाशनक क्षमता हुनक भाषामे अछि। परिस्थितिक अनुकूल ओ शब्दक चयन कयलनि। लोकोक्ति आ मुहावराक सफल प्रयोग हुनक भाषाक सौन्दर्यमे अपूर्व अभिवृद्धि कयलक अछि। हिनक भाषा-नैसर्गिक रसाद्र आ भावपूर्ण अछि। ओहिमे तन्मयता, सार्थकता आ स्वाभाविकताक सहज समावेश अछि। मायानन्दक रेडियो रूपकक विशेषता थिक जे स्थल-स्थलपर ओ एहन मार्मिक लोकोक्ति आ मुहावराक प्रयोग कयलनि जकर फलस्वरूप हुनक रूपकक संवाद अत्यंत प्राणवन्त बिन गेल अछि।

डा. नागेन्द्र *आलोचक की आस्थामे* हालीक काव्यमे एहि विषयकेँ स्पष्ट कयलनि अछि जे गद्य हो अथवा पद्य दुनूमे रोजमर्राक घ्यान राखब आवश्यक अछि। भावनाक सटीक अभिव्यक्ति लोकोक्ति आ मुहावरा द्वारा सम्भव अछि। भावनाक सहजताक कारणेँ ओकार अभिव्यक्तिकेँ लेल सहज, स्वाभाविक भाषा ओ एकरे माघ्यमे सम्भव अछि। मानवक अत्यधिक जीवन्त, भाव-प्रवण आ ऐन्द्रिय अनु- अनिवार्यता ओहि भाषासँ सम्वद्ध होइत अछि जे यथार्थमे बजैत अछि।

हिनक एकांकी सभ चौपालसँ प्रसारित भेल जकर जनसाधारणसँ सम्पर्क हैबाक कारणेँ अलंकृत अर्थात् सजह स्वाभाविक आ सरल अछि, कारण एहन भाषामे कोनो प्रकारक आडम्बरक स्थान नहि रहैत अछि। इएह कारण अछि जे हिनक भाषा सर्वसाधारणक हेतु बोधगम्य अछि। भाषापर हिनका अधिकार छनि। हिनक भाषा मुहावरेदार अंलकृत आ काव्यात्मक अछि। हिनक भाषा व्यावहारिक जीवनक भाषा थिक।

एहि तथ्यकेँ उद्घाटित करबाक उद्देश्यसँ हिनक प्रत्येक रेडियो रूपकमे प्रयुक्त लोकोक्ति आ मुहावरापर विचार करब आवश्यक प्रतीत भ' रहल अछि। लोक भाषाक यथार्थ रूपकेँ ओ अपन रेडियो रूपकमे उपस्थित कयलनि जकरा पाछाँ हुनक उद्देश्य छलनि जे श्रोतापर एकर प्रभाव पड़य।

अपनः आन रेडियो रूपकमे ई निम्नस्थ लोकोक्ति एवं मुहावराक प्रयोग कयलनि अछि यथा: चिकरब-भोकरब, नङ्व्टे नाचने, घोडा पर चढल, कुर्सी-फुर्सी, मजिस्टर दरोगा, मन हनछिनआएब, चिकचाक, चुटट्ाक लोह तँ सोझे रहैछ, एक्केटा प्राण दू ठाँ बाटल, बसुलाक धार वस्तुकेँ अपना दिस झीकब, जकरे पात खोइ तकरे पात भूर करब, ऑखिक देखल-कानक सुनल, अनका घरमे आगि लगा क' तपनिहारक कमी नहि, जकरे खयबैक तकरे गयबैक, ताल लागब, पाँच हाथ तड़पब, आँखि लाल पीयर करब, अनटोटल गप्प, मुँह ने कान बीचमे दोकान, सोंसे नगर घिनाएब, लारब-चारब, अपने मने पैघ, आगि झायब, बाभनक गाममे राड़ पजिआड़,

इनारमे, अतह करब, अनटोटल गप्प, भेड़ा महिसक कानि, कटांउझि करब, दू टा आत्मा एक्के, मुँह पुरुख बनब, नाङटे नाचब, रसातलमे पहुँचाएब, उजाहि उठब, मतिभ्रष्ट, नाक कटाय, अदगोइ-बदगोइ, पोल खुजब, कपार फारब, धोखा देब इत्यादि। एकके बापक बेटामे काबुलमे गदहा होइछ, गदैस-मदौस, किचकिच-किचकिच करब, आँखि गड़रब, भटकल भौंह, बेलसक गप्प पेट पोसब, भनभनायब, ललबबुआ बनब, रमा डोलबेनब, छिहइआछत रहब, बताह बनायब, बौआइत-ढ़हनाइत, ओलसन बोल, कान बरही, चूल्हिमे झोंकब, तम्मा ल' कए माङब्ब, आगि लगाएव, गुड चाउरमे विधवा हैत सात घरक मुद्दइ, ठीकपर माङु हँसी करब, हुथनूड़, निसा देब बनब, हक्कन कानब, अकान बनब, कोसलिया करब, बकलेल सन, मनोरथ पुरब, झुकादेब, फरिछौट करब, रङताल बजरब, खोंताक चोंचा जकाँ मुँह लटकायब, किकहारि काटब, अकच्छ करब. सूइघाक नोक बरोबरि, नवलोकः नवगप्पमे मार बारहैनि, बिठुआ काटब, सुगरक गवाही हरिन देल दुनू पड़ा क' जंगल गेल, देह ढ़ाहब, देहमे आगि लगायब, विसपिपरी, हाथीपर चढल एलाह आघोड़ापर तैयार, घर उजारब, कडरीक थम्मपर सितुआ चोख, कपार फूटब, गलहथ्या देब, तथड़ाड़ामे गारब, भाकसी झोंकब, कौआक रापे बेङ नैासरै, पार लागब, अन्हेड़ करब, नन्नो थान-बिहन्नबान, अपने कचियासँ घेंट तातारब, भुकायब, चौहाठी हिलायब, अपन बड़द कुड़हरिए नाथब, मुहपर जाभी लगाएब, चौहाठी हिलायब, अपन बड़द कुड़हरिए नाथब, मुहपर जाभी लगाएब, कोसिकाक दोखरा बालु फाँकब, उकटा पैंची, खाधिमे खसायब, आगि उगलब, लथगोबर एवं इतिहासक बिसरलमे टकटकी लागब, संकल्प विकल्पमे ओझायब, छल करब आदि-आदि।

**वातावरण :**

मायानन्द ध्वनि आ शब्दक माध्यमे वातावरणक निर्माण कयलनि अछि। हिनक रेडियो रूपकक विशिष्टता अछि जे हमर ग्रामीण परिवेशक मध्यवित्त परिवारक यथार्थ स्थितिकेँ उद्घाटित करबाक उपक्रम कयलनि अछि जे वर्त्तमान परिवेशमे खण्डित भेल जा रहल अछि तकरा कोना बचाओल जाय ताहि दिस संकेत कयलनि अछि। हिनक रेडियो रूपकमे परिवारकेँ तोड़बाक जे प्रयास सामाजिक परिवेशमे ज्वलन्त भ' गेल तकरा ओ जोड़बाक प्रयास कयलनि अछि अपन आन, गुड़ चाउर, नवलोक नवगप्प आ एक्के बापक बेटामे। परिवारिक परिवेशमे रहि क' लोक कोना एक दोसरापर टीका-टिप्पणी करैत अछि, किन्तु वास्तविकताक धरातलपर ओ कतेक सटीक उतरैत अछि तकरा स्पष्ट करब रूपककारक अभीष्ट परिलक्षित भ' रहल अछि। इतिहासक बिसरलमे काल्पनिकताक विलक्षण प्रयोग क' कए रूपककार एहन वातावरण सृजन कयलनि अछि जे कथानकक विकासमे कतहु व्यवधान नहि भ' पबैत अछि।

ई अपन रेडियो रूपकमे श्रव्य-माध्यमे घ्यानमे रखलनि। शब्द आ ध्वनि द्वारा यथोचित वातावरणक निर्माण कयलनि वातावरणक अनुरूप छोट-छोट सब प्रकारक संपादक रचना कयलनि। ध्वनि-प्रभाव आ संगीतक माध्यमे रेडियो रूपककार वातावरण-निर्माण प्रभावशील ढंगसँ प्रस्तुत करबाक प्रयत्न कयलनि अछि।

**उद्देश्य :**

मायानन्द उद्देश्यक एकतापर घ्यान केन्द्रित कयलनि अछि। ओ सभ स्थितिकेँ एकहि दिशा दिस प्रेरित कयलनि। हिनक रेडियो रूपकक उद्देश्य मनोरंजन रहल अछि। किछु रेडियो रूपकमे ओ सामाजिक असंगतिपर तीक्ष्ण व्यंग्य कयलनि अछि। हिनक रेडियो रूपकमे उद्देश्य अपन कथ्यकेँ रोचक एवं आकर्षक रूपमे प्रस्तुत करबाक प्रयास थिक जाहिमे रुपककारकेँ पर्याप्त सफलता भेटलनि अछि।

**रंग-शिल्य :**

हिनक रेडियो-रूपकमे रंग-संकेत आ दृश्य-विधानक अन्तर्गत प्रथम श्राव्य, द्वितीय श्राव्य तदनुरूप अछि। ओ मघ्यवर्गीय सामाजिक जीवनक पृष्ठभूमिमे रेडियो-रूपकक रचना कयलनि। हिनक सभ रेडियो-रूपकमे पारिवारिक समस्याक उद्घाटन कयलनि जे सामाजिक यथार्थपर आधारित अछि। समाजिक यथार्थपर आधारित रेडियो रूपकमे ओ वर्त्तमान आर्थिक वैषभ्य आ ओहिसँ उत्पन्न समस्या दिस संकेत कयलनि अछि। ओ रेडियोकेँ घ्यानमे राखि क' एकर रचना कयलनि आ ओ ओहि मे सफल भेलाह। ई सभ सामाजिक समस्याकेँ अपन प्रतिपाद्य बनौलनि। ओ एकरा प्रभावोत्पादक बनयबाक हेतु घ्वनि-प्रभावक उचित प्रयोगपर घ्यानकेँ केन्द्रित कयलनि। श्रव्य-संकेत आ घ्वनि-प्रभावक व्यवहारक प्रयोग कुशलतापूर्वक ओ अपन रेडियो रूपकमे कयलनि। बिनु कोनो नैरटरक सहायता नेने प्रसंगकेँ नाटकीय रूपमे, प्रस्तुत करबामे सफलता ओ प्राप्त कयलनि। दृश्य परिवर्तनमे नवीनता अनबाक ई प्रयास कयलनि। जिज्ञासा आ कोतूहलताकेँ प्रतिष्ठित करबाक उपक्रम कयलनि।

मायानन्दक प्रत्येक रेडियो रूपक रेडियोपर ब्राडकास्ट भेल। रेडियोक माघ्यम थिक घ्वनि। आँखिक अपेक्षा ओ कानक लेल अधिक रहैत अछि। अतएव ओहिमे एक्शनक अभाव रहैत अछि। ई अपन रेडियो रूपकमे घ्वन्यात्मक मूल्यपर अधिक घ्यान देलनि अछि। ई अपन रेडियो रूपकमे कार्य-व्यापारक एकाग्रता आ पात्रक चरित्राकंनपर अधिक बल देलनि अछि। हिनक प्रत्येक रेडियो रूपकक अन्त प्रभावशाली रूपमे भेल अछि। दृश्य-परिवर्तनक कलात्मक प्रयोग देखबामे अबैछ। विषय प्रधानात्मक प्रभाव हिनक रचना शिल्पपर पड़ल अछि। विषय प्रधानाताक प्रभाव हिनक रंग शिल्पर पड़ल अछि। ई हास्य-व्यंग्य प्रधान, गम्भीर, रोमांचक, दुखान्त आदि रेडियो रूपक लिखलनि। ओ श्रव्य-शिल्पपर विशेष घ्यान रखलनि अछि।

**नि:सारण :**

रेडियो रूपक संक्षिप्त नाट्य रूप थिक। रेडियो रूपक मैथिली एकांकी एक शाखाक रूपमे स्वतत्र रूपसँ विकसित भेल अछि। मायानन्द अपन रेडियो रूपकमे नैरेशनक प्रयोग कतहु नहि कयलनि अछि। ओ श्रव्य-शिल्प सम्बन्धी कुशलताक परिचय एहि विधामे देलनि अछि। सर्वत्र श्रोताक दृष्टिसँ एकरा आकर्षक बनयबाक प्रयत्न कयलनि अछि। हिनक एहि कृतिमे ध्वनि-प्रभाव आ संगीतक व्यवहार कलात्मक रूपमे भेल अछि। भाषाशैली सब रूपकक अपन-अपन अछि। वातावरणक प्रसंग पात्रक अनुरूप अछि जहिसँ नाटकीय दृष्टिसँ प्रभावशाली बनि गेल अछि।

जतेक दूर धरि मायानन्दक रेडियो-रूपकक अछि ओ रेडियो रूपक-नाट्य-शिल्पक कसौटीपर अक्षरस: सटीक उतरैत अछि। हिनक रेडियो-रूपकमे कथानक-निर्माण, चरित्र-चित्रण,संवाद, उद्देश्य, वातावरण, भाषा-शैली, रंग-शिल्प, ध्वनि-प्रयोग आदि दृष्टिएँ, कुशलतासँ निर्वाह कयलनि अछि। हिनक रेडियो रूपक भावी-विकासक दिशा-निर्देशक क' सकैछ।

रेडियो-रूपक मैथिली एकांकी शाखा रूपमे स्वतंत्र विधाक रूपमे विकसित भ' रहल अछि। मैथिलीमे विभिन्न प्रकारक रेडियो रूपकक रचना निरन्तर भ' रहल अछि। मायानन्द पाश्चात्य नाट्य-शिल्प आ नाट्य कृतिसँ धनिष्ठ रूपेँ सम्पर्कित भेलाह। रेडियो रूपक एक पैघ सशक्त माध्यम, एक जीवित रंगमंच प्रदान कयलक अछि। रेडियोक प्रचार-प्रसार अधिक भेलासँ अनेक व्यक्तिकेँ एहि रूपक रचना करबाक हेतु प्रेरित कयलक। मैथिली रेडियो-रूपक लिखनिहारकेँ भारतीय अन्य भाषा सदृश अद्यापि सौविघ्य नहि उपलब्ध छनि तथापि जे एहन रचना उपलब्ध भ' रहल अछि ओहि आधारपर रेडियो नाट्य-शिल्पकेँ जतेक विकसित हैबाक चाही ओ नहि भ' सकल अछि। रेडियो, नाट्य-लेखनक लेल रेडियोकेँ निकटसँ देखबाक-समझबाक प्रयोजन अछि। प्रतिभा आ माध्यमक धनिष्ट परिचय रेडियो-नाट्य-लेखन हेतु अनिवार्य अछि। आकाशवाणी सरकारी नियंत्रणमे अछि आ प्रतिभा सम्पन्न साहित्यकार ओतय पहुँचि क' अपन प्रतिभाक। समुचित उपयोग नहि क' पबैत छथि, कारण ओहि ठामक यान्त्रिकतासँ बन्हा जाइत छथि।



धीरेन्द्र प्रेमर्षि

विचार टिप्पणी

वर्ष **२०६७ क शुभागमन** तथा **जुडशीतल**क मुहथरिपर हमसभ पहुँचल छी। मुदा चैनसँ बैसबाक आ निश्चिन्त रहबाक कोनो दऽर नहि देखा रहल अछि। मिथिलाक सन्दर्भमे जँ गप्प करी तँ नेपालदिस राज्य आमिल पीनहि अछि, अपन समाङसभ सेहो जडि नहि धऽकऽ उपरे उपरे कूदतिसन प्रतीत होइत छथि। एक तरहक समाङ मिथिलारूपी दूधकँ सौँसे मधेशरूपी पानिमे मिलाकऽ एकर धवलता आ पौष्टिकता नष्ट करबापर तुलल छथि तँ दोसर तरहक समाङ दूधकँ खालि अपने लोहियामे औँटैत मुट्ठीभरि लोकक लेल खोआ परसऽ चाहैत छथि।

जनकपुरमे हालहिँ सम्पन्न मिथिला महोत्सव देखाओल जा चुकल बाटकँ पर्यन्त ध्यान नहि दऽ मात्र जनकपुरमे केन्द्रित कऽ मनाओल गेल। नेपालहिक विराटनगर, राजविराज, लहान, सर्लाही, वीरगञ्ज आदि जगहक लोककँ सहभागिताक कोन कथा सूचना तक नहि देल गेलैक। एहि तरहेँ सरकारी खर्चामे जनकपुर उत्सवक रूपमे भेल कोनो कार्यक्रमकँ **मिथिला महोत्सव** कहनाइ मिथिलाक व्यापकतापर दोसर रूपेँ आघात पहुँचौनाइ छियैक। पहिने मिथिला खास जातिक कोँचामे लेपटाएल छल। बहुत मुश्किलसँ हमसभ ओहिठामसँ मिथिलाकँ मुक्त करबामे किछु सफल भेलहुँ तँ आब किछु खास जगहक लोक एकरा जेबीमे राखऽ पर तुलल छथि।

दुश्मनसँ लडबामे आसान होइत छैक मुदा अप्पन लोक जँ बैमानी वा नादानीपर उतरि जाए तँ बड मुश्किल भऽ जाइत छैक। तथापि ई नव वर्ष हमरासभकँ सद्बुद्धि दिअए जे हमसभ मिथिलाकँ घरमे सैँतिकऽ रखबाक लोभसँ मुक्त होइ आ जँ क्यो बैमानीक भावसँ एहन कृत्य करैत अछि तँ तकरा यथासमय सबक सिखा सकी। जुडशीतलमे हमसभ हरियरीक लेल पानि तँ जरूर पटबैत छियैक मुदा गन्दगी फेकबाक काज सर्वप्रथम करैत छियैक। ई नव वर्ष हमरासभकँ सएह मार्गदर्शन करएऽ ताहि शुभकामना संग एकटा एहि परिवेशपर लिखाएल गजलक जलथपकी-

गजल

–धीरेन्द्र प्रेमर्षि

जोरजुलुमसँ जे ने झुकए से भाले लगए पिअरगर यौ

इन्द्रधनुषी एहि दुनियामे लाले लगए पिअरगर यौ

ठोरे जँ सीयल रहतै तँ गुदुर बुदुर की हेतै कपार!

एहन मुर्दा शान्तिसँ तँ बबाले लगए पिअरगर यौ





कुच्ची कलमक रूप सुरेबगर रहलै, रहतै सबदिनमा

जखन अन्हरिया पसरल होइक, मशाले लगए पिअरगर यौ

खालि शब्दक जाल बुनल नहि चाही आब जवाब कोनो

नगर डगरमे गुञ्जैत सबल सबाले लगए पिअरगर यौ

जुड़शीतलकेर भोरहरियामे धह धह जरए कपार जखन

जलथपकी नहि, तखन जाँघपर ताले लगए पिअरगर यौ

माथा बन्हबैत कफन, उड़ाबए लाल गुलाल अकाशे जँ

हमरा तँ ओहि समय सुन्दरीक गाले लगए पिअरगर यौ

साल सालपर अबैत रहैए, सगरो दुनिया नवका साल

नवयुगक मुहथरि खोलैत नव साले लगए पिअरगर यौ



उमेश मंडल

निर्मलीसँ जनकपुर धाम

प्राय: बच्चेसँ जनकपुर धाम जेबाक जिज्ञासा छल जे आयोजित कथा गोष्ठी ''सगर राति दीप जरय'' क 69म खेपमे शामिल भऽ 3 अप्रैल 2010 केँ पूरा भेल। जहिसँ दोहरी खुशी भेटल।

चारिए बजे भोरमे निर्मली टीशनपर पहुँचलहुँ। करीब पाँच बजे गाड़ी खुजल आ समएसँ सकड़ी टीशनपर उतरलहुँ। सकड़ीसँ जयनगरक मेल नहि रहने मेक्सी पकड़ि मधुबनी गेलहुँ। मधुबनीसँ पुन: मेक्सी पकड़ि कलवाही, नगर कोठी होइत जयनगर गेलौं। तखन ढाइ बजैत रहै। जयनगरसँ जनकपुर लेल नेपाली ट्रेन

तीन बजेमे खुलत से जानकरी भेल। तहि बीच हमसभ भोजन केलौं आ समएसँ अबिब ट्रेनमे बैसि रहलौं।

मैक्सीमे जखन भीड़ आ गुमारसँ परेशान रही तँ मनमे हुअए जे कोनो तरहेँ जयनगर तक पहुँचक अछि। ओइठाँसँ तँ ट्रेनक यात्रा रहत। मुदा, ट्रेनक नमती आ भीड़ देखि हुअए जे बसे जेकाँ हाल हएत। सएह भेल। मुदा, तइयो मनमे खुशी रहए किएक तँ दस-बारह गोटाक संगवे रहए जहिसँ यात्रामे कोनो कठिनाइ नहि बुझना गेल, भरि रस्ता गप-सप्प चलैत रहल। नव कथाकारक संग-संग श्री जगदीश प्रसाद मंडल आ श्री राजदेव मंडल सेहो संगमे रहथि, जे हमरा सबहक लेल सौभाग्य छल। गोसाँइ लुक-झुक करिते छल तावत् गाड़ी जनकपुर धाम पहुँचि गेल।

ट्रेनसँ उतरि हमसभ रामानन्द युवा क्लब जेबाक लेल आगाँ बढ़लौं। मिथिला महोत्सवसँ जनकपुर भरि बाजारमे रमणीय वातावरण छल। जहिसँ चाह-जलपान केनाइ आकि रिक्सासँ गेनाइ सभ कियो बिसरि गेलाह। पएरे सभ बिदा भेलौं। देखैत-सुनैत समए रामानन्द युवा क्लबमे प्रवेश केलौं। दोसर मंजिलपर पएर दइते रही आकि श्री राजाराम सिंह राठौरजी भेंट भऽ गेला। हमरा सभकेँ देखते हाथ पकड़ि बड़ी अहलादसँ यथोचित स्थानपर लऽ गेलथि। उपस्थित साहित्यकार लोकनिकेँ देखि हर्ष भेल। दीप जरा गोष्ठिक शुभारम्भ भेल। संयोजक महोदय श्री राजाराम सिंह राठौर सभ व्यवस्था बड़ नीक जेकाँ कएने रहथि। कथा जानकीक नामसँ एकटा बैनर टांगल रहै। आदरणीय रमानन्द झा ''रमण''जी पहिनहिसँ उपस्थित रहथि। गोष्ठीक संचालन आदरणीय फूलचन्द्र मिश्रजीकेँ देल गेलनि।

गोष्ठिक शुरूहेँमे दर्जन भरि पोथीक लोकार्पण कएल गेल, जहिमे मौलाइल गाछक फूल (उपन्यास) आ मिथिलाक बेटी (नाटक)- जगदीश प्रसाद मंडल। भाग रौ आ बलचन्द्रा (नाटक)- विभा रानी। हम पुछैत छी (कविता संग्रह)- विनीत उत्पल। नताशा (कॉमिक्स)- देवांशु वत्स। अर्चिस (कविता संग्रह)- ज्योति सुनीत चौधरी। नेपथ्य (नाटक संग्रह) आ नैमिकानन (कथा संग्रह)- सम्पादक- रेबती रमण लाल। मिथिला सृजन (पत्रिका) सम्पादक ऋृषि बशिष्ठ। विदेह- कथा 2009-10, प्रबन्ध समालोचना 2009-10 आ विदेह पद्य 2009-10 सम्पादक गजेन्द ठाकुर जीक रहनि।

एहि तरहेँ बारह गोट पोथीक लोर्कापणक शिलशिला करीब घंटा भरिक रहल। फोटोग्राफर सभ फोटो खिचलनि। तहिबीच चाह-जलपान सेहो चलल। रजिस्टरपर सभ कथाकार अपन-अपन उपस्थिति आ कथाक

नाम दर्ज केलनि। पहिल कथा श्री सुरेन्द्र नाथ, दोसर श्रीमती विजेता चौधरी, तेसर विभूति आनन्द फेर जिज्ञासु जी, जगदीश प्रसाद मंडल, रौशन जनकपुरी, अरविन्द ठाकुर, ॠषि बशिष्ठ, उमेश मंडल, रघुनाथ मुखिया, महाकान्त ठाकुर, चौधरी जयंत तुलसी, बेचन ठाकुर, कपिलेश्वर राउत, मनोज कुमार मंडल, खड़ानन्द यादव, राजदेव मंडल, दुर्गानन्द मंडल इत्यादि तीस गोट कथाकार कथा पाठ केलनि। तीन-तीन कथाक पाली होइत छल। एक पालीक पठित कथापर समीक्षा होइत रहए। प्रखर समीक्षक डॉ. रामावतार यादव, डॉ राजेन्द्र विमल, रौशन जनकपुरी, डॉ रमानन्द झा रमण, श्री हीरेन्द्र कुमार झा, श्री योगानन्द झा, श्री अजीत आजाद आदि अपन दृष्टिकोण दैत समीक्षा रखलखिन। ई शिलशिला राति भरि चलैत रहल। लागि रहल छल जे ई नव कथाकारक लेल ट्रेनिंग कॉलेज सदृश्य अछि।

भिनसर छह बजे गोष्ठिक समापन भेल। अगिला कथा गोष्ठी 70म सगर राति दीप जरय कें प्रस्ताव श्री योगानन्द झाजी रखलनि। आदरणीय रमानन्द झा रमण जीक संग-संग सभ साहित्यकार लोकनि सहर्ष एकरा स्वीकार केलनि। रजिस्टर आ दीप श्री राजाराम सिंह राठौर जी अगिला *कथा उत्पल* हेतु श्री योगानन्द झा जीकेँ देलनि। एकबेर सभ खुशी-खुशी थोपड़ी बजेलनि।

अगिला कथा गोष्ठीक स्थान- कविलपुर लहेरियासरय (दरभंगा)

तिथि- 12 जून 2010

संयोजक- श्री योगानन्द झा

कबिलपुर (दरभंगा)

रामानन्द युवा कल्व जनकपुर धाममे ३ अप्रैल २०१० **69म सगर राति दीप जरय**- कथा गोष्ठीकेँ उद्घाटन- डॉ रामावतार यादवकेँ द्वारा कएल गेल। संयोजक श्री राजाराम सिंह राठौर आ रामानन्द युवा कल्व रहथि।

12टा पोथीक विमोचनक कएल भेल

1 मौलाइल गाछक फूल (उपन्यास)

जगदीश प्रसाद मंडल

-- डॉ राजेन्द विमल

--

-- श्री रामनन्द झा ''रमण''

2 मिथिलाक बेटी (नाटक)

जगदीश प्रसाद मंडल

-- डॉ राजेन्द्र विमल

-- श्री रामानन्द झा ''रमण''

--

3 विदेह पद्द 2009-10

-- श्री हीरेन्द्र कुमार झा

--

-- श्री रामानन्द झा ''रमण''

4 विदेह प्रवन्ध-समालोचना 2009-10

-- डॉ विभूति आनन्द

--

--

5 विदेह कथा 2009-10

-- डॉ विभूति आनन्द

-- श्री अजीत आजाद

--

6 हम पुछैत छी (कविता संग्रह)

विनीत उत्पल

-- राम भरोस कापड़ि ‘‘भ्रमर’’

--

--

7 भाग रौ आ बलचन्द्रा (नाटक)

विभा रानी

-- श्री अरविन्द ठाकुर

--

--

8 अर्चिस (कविता संग्रह)

ज्योति सुनीत चौधरी

-- डॉ विभूति आनन्द

--

-- श्री रामानन्द झा ‘‘रमण’’

9 नताशा पहिल चित्र श्रृंखला

देवांशु वत्स

-- श्री प्रफूल कुमार मौन

--

--

10 नेपथ्य (नाटक)

-- डॉ रेबती रमण लाल

-- डॉ रामावतार यादव

--

--

--

11 नैमिकानन (कथा संग्रह)

-- श्री फूलचन्द्र मिश्र

--

--

--

--

12 मिथिला सृजन पत्रिका

सम्पादक- ऋृषि बशिष्ठ

-- डॉ राजेन्द्र विमल

--

--

--

--

एहि तरहेँ दर्जन भरि पोथीक लोकार्पण भेल। आ एहि कथा गोष्ठीमे 30 टा कथाक पाठ भेल जाहिमे सभसँ खुशीक बात ई जे दजनोसँ बेसी नव कथा कारक उपस्थिति रहय।

कथाकार आ कथाक नाम एहि तरहेँ छल-

श्री सुरेन्द्र नाथ सुमन- संस्कृति

श्रीमती विजेता चौधरी- भ्रूण

विभूति आनन्द- अरे

जिज्ञासू जी- विवस्ता

जगदीश प्रसाद मंडल- प्रेमी

रौशन जनक पुरी-

ॠषि बशिष्ठ- जौवॉं

उमेश मंडल- जेहन मन तेहन जिनगी

रघुनाथ मुखिया- वंश

महाकान्त ठाकुर- दियादी

चौधरी ज्यंत तुलसी- के वुरि

बेचन ठाकुर- पत्तावाली

कपिलेश्वर राउत- सलाह

मनोज कुमार मंडल- घासवाहिनी

खड़ानन्द यादव- गहुमक बोड़ा

दुर्गानन्द मंडल- लाल भौजी

राजदेव मंडल-

गजेन्द्र ठाकुर-

# कथा-तस्कर

१

शालिग्राममे छिद्र होइत अछि, कारी पाथर मात्र नर्मदामे भेटैत अछि। जमसम गाममे सभ किछु बदलल अछि, ग्रामदेवताक डिहबार स्थानसँ लऽ कऽ सभ ठाम मुदा किछु ने किछु लाक्षणिक वस्तु देखिये रहल छी। मुदा हमर गाथाक कोनो लक्षण एतए नहि अछि।

गाछी आ बाध बोन सभटा पतरा गेल अछि। सए बर्ख। बिज्झू आमक ओ गाछी। बीहरि सभसँ भरल। भाँति-भाँतिक चिड़ै-चुनमुनी आ छोट पैघ जीव-जन्तु। नेना रही। जेठसँ अगहन खुरचनिञा लत्ती लग गप करैत हम आ मालती। कहियो फागुन-चैतमे जाइ तँ लवङलताक लत्ती लग गप करी। मलकोका, कुमुद, भेंट, कमलगट्टा कन्द, रक्ताभ बिसाँढ़क ताकिमे कादो-पानिमे घुमैत हम आ ओ। खुल्ले पएर, काँट-कूसक

बीच तड़पान-तड़पि कऽ कुदैत। आमक कलममे सतघरिया खेलाइत। हम आ मालती। करबीरसँ बेढैत अपन काल्पनिक-घर। एकहरा, दोहारा, जटाधारीक बीआ भरि साल जोगबैत मालती। मालती सेहो होएत हमरे बएसक। माए कहैत छल जे मालती छह मासक जेठ छल हमरासँ मुदा पिता कहैत छला जे छह मासक छोट अछि मालती हमरासँ। आ पिता से किएक कहै छलाह से बादमे जा कऽ ने बुझलिऐ।

भरि आमक मास आमक गाछीक दिनुका ओगरबाहीक भार हमरे दुनू गोटेपर छल। मुदा साँझ होएबासँ पहिने हमर मामा बछरू आ मालतीक बाबू खगनाथजी कलम आबि जाइत छलाह, रातिक ओगरबाहीक लेल। मुदा हमर सभक गाथाक कोनो लक्षण एतए सेहो नहि अछि। हमर सभक माने केशव आ मालतीक।

मुदा ओहि पक्काक डिहबार स्थान लग कारी रंगक शालिग्राम हम ताकि रहल छी। छिद्रयुक्त शालिग्राम। एकटा नुका कऽ रखने छलहुँ एत्तै कतहु।

गाँआ सभ धरि खूब खर्चा कएने अछि एहि डिहबारक स्थानक मंडप बनएबामे। पहिने तँ किछुओ नञि रहै। राजा जे बनेलक पोखरिक घाट आ तकर कातमे पक्काक मन्दिर सएह। मुदा बेचारो पूजा कैयो नञि सकलाह। लाजक द्वारे हमर एहि गाममे आबियो नञि सकलाह।

२

हम केशव, गाम मंगरौनी, नरौने सुल्हनी, पराशर गोत्र, कवि मधुरापतिक पुत्र।

मालती- माण्डर सिहौल मूलक काश्यप गोत्री खगनाथ झा, गाम जमसमक पुत्री मालती।

खगनाथजी आ हमर मामा बछरूमे भजार लागल। जमसममे हमर मामा गाम। मामागाम धरि सुखितगर, हम सभ तँ दरिद्रे। से हम एक मास गरमी तातिल आ पन्द्रह दिन दुर्गापूजासँ छठि धरि मामेगाममे रहैत रही। गरमी तातिलमे सपेता पकबासँ लऽ कऽ कलकतिया आम पकबा धरि गाछी ओगरी। आ दुर्गापूजामे खष्ठीसँ लऽ कऽ भसान धरि दुर्गापूजा देखी। फेर दीयाबातीमे कनसुपती जराबी आ छठिमे गाम घुरि जाइ। आ बीच-बीचमे तँ जाइत रहबे करी।

मालती संगे खूब झगड़ा सेहो होइ छल। चौथामे रही प्रायः। गरमी तातिलमे मामा गामक आमक गाछी गेल रही। कोनो गपपर मालतीसँ रूसा-फुल्ली भऽ गेल। धरि बौसलक मालतीये। आ बौसबो कोना केलक।

-हम अहाँसँ घट्टी मानै छी ओहि गपक लेल।

-कोन गप।

-जइ गपपर अहाँसँ झगड़ा भेल।

आ ओ गप नञि हमरा मोन पड़ल आ ने मालतीकेँ। मुदा फेर मालतीसँ कहियो कोनो गपपर हम झगड़ा नञि केलहुँ। वएह मुँह फुलाबए तँ हमही पुछिऐ जे कोन गपपर मुँह फुलेलहुँ से तँ मोन नहिये हएत तखन अनेरे ने झगड़ा करै छी।

गरमी तातिलक बाद दुर्गापूजा आ दुर्गापूजाक छुट्टीक बाद गरमी तातिलक बाट जोहै लगलहुँ। से कहियासँ से की मोन अछि ?

३

पिता गाममे बटाइ करथि। मिडिल स्कूलक बाद कोनो स्कूल नहिये रहै आस-पड़ोसमे। संस्कृत पाठशाला सभ बन्ने भऽ गेल रहै।

से तातिल बला कोनो बात आब रहबे नञि करए। भरि साल बुझू काजे आकि तातिले। नाना-नानी जिबिते रहथि। माएक लियौन कराबए लेल कियो ने कियो आबिये जाइ छल। हमहुँ दू चारि मासमे मामा गाम कोनो लाथे भइये अबैत छलहुँ।

गामपर कएक टा समस्या। नञि जानि कोन भाँज रहै जे पाँजिक रक्षाक गप पिताक मुँहे सुनैत रहैत छलहुँ। आ से हमर बियाह मालती संगे भेने टा सँ सम्भव, सेहो हुनका मुँहे उचरैत छलन्हि।

मालती हमर संगी मुदा एहि गप-शपसँ ओकर हमर दूरी बढ़ि जेकाँ गेल। जे सहजता हमरा आ ओकरा मध्य छल से खतम होअए लागल। जेना ओकरा देखिते हमर मोनमे पत्नीक छवि नजरि आबै लागल छल, तहिना तँ ओकरो मोनमे ने अबैत होएतैक।

४

हमर गाम आएल रहथि बछरू मामा।

मधुरापति- "बछरू आब अहींक हाथमे हमर सभटा इज्जत अछि। खगनाथक पुत्री केशवक लेल सर्वथा उपयुक्त। सुन्दरि सुशील अछि तँ केशव सेहो जबर्दस्त अछि। एक्के बतारीक अछि मुदा किछु दिनुका छोटे अछि मालती। हे। अहाँकेँ तँ ई बुझले अछि जे ७०० टाका लड़कीबलाकेँ दए हमर विवाह करा हमर पिता पाँजि बनाओल। मुदा आब जमीन जत्था नहि अछि। काल्हि घोड़ीकेँ चिलम पियाए ओहिपर चढ़ि आएल छलाह

पञ्जीकार। साफे कहि देलन्हि जे मात्र खगनाथेक पुत्रीसँ अधिकारमाला बनैत अछि। आ से नहि भेने पुबारिपार श्रोत्रियक श्रेणीसँ चुत भऽ जाएब हम"।

बछरू- "हम पुछै छियन्हि खगनाथसँ। संगी तँ छथि मुदा हुनकर मोनमे की छन्हि से वएह ने कहताह"।

आ ने जानि किएक प्रेमसँ भरि गेल छल हमर मोन। बिदा भऽ गेल रही हुनका संगे।

५

मालती- "केशव। तोहर कत्तौ दोसर ठाम बियाह भऽ जएतौक तखन हमरासँ भेँट कोना होएतौक"।

केशव- "आ तोहर ककरो दोसरासँ बियाह भऽ जएतौक तँ एहन अनर्गल प्रश्न सभ ककरासँ करमे"?

मालती- "मुदा एकटा गप बुझलहीं। काल्हि तोहर मामा हमर पितासँ हम्मर-तोहर बियाहक चरचा कऽ रहल छलाह"।

केशव- "तखन"।

मालती- "नञि, सभटा तँ ठीके मुदा तखने दरभंगा राजाक दूत बनि एक गोटे आबि गेलाह आ कहए लगलाह जे राजाक समाद अछि"।

केशव- "राजाक कोन समाद"।

मालती- "कियेने गेलिऐ। मुदा हमर पिताकेँ ओ दूत कहलन्हि जे बेटीक बियाहक चर्च किछु दिन रुकि कऽ करबाक लेल"।

केशव- "तोहर सुन्दरताइ तँ छौहे तेहने। राजोक नजरिमे तोरा लेल कोनो लड़का अभरल छै की"?

मालती- "कियेने गेलिऐ"।

६

राजाक मन्त्रीक सवारी खगनाथक दरबज्जापर! दुइये दिनमे कीसँ की भऽ गेल। ओ दूत जा कऽ किछु कहि तँ नञि अएलै जे खगनाथ अपन बेटीक बियाह लेल धरफरायल छथि। से सतर्की देखियौ। लोक सभ गर्दमगोल करैत। सभ स्वागतमे जुटल। आ हमहुँ सभ चीजक जाएजा लैत रही। साँझ होइत-होइत हमर

पिता सेहो आबि गेल छलाह। ओम्हर राजाक मन्त्रीक स्वारी गेल आ एम्हर हमर पिता माथपर हाथ रखने गुम्म रहि गेलाह। खगनाथ सेहो मौन।

राजा अपन बियाह मालतीसँ करबाक प्रस्ताव खगनाथ लग पठेने छलाह। महाराज बीरेश्वर सिंह। कहू तँ। अपने चालीससँ उपरे होएत आ एहि तेरह-चौदह बरखक बचियासँ बियाहक प्रस्ताव। खगनाथक की ओकाति जे ओकरा मना करितथिन्ह।

हमर पिता चिन्तित जे आब पाँजि नहि बाँचत।

ओहि दिन साँझमे कोनटा लग मालतीसँ हमर भेँट भेल। करजनी सन-सन आँखि फुलल, जेना हबोढ़कार भऽ कानल होअए। की सभ गप केलहुँ मोनो नञि अछि। हँ आखिरीमे हम कहने धरि रहिऐ जे सभ ठीक भऽ जाएत।

७

जमसममे बीरेश्वर सिंह लेल लड़की निहुछल गेल!

जमसम गाममे पोखरि खुनाओल गेल। ओतए मन्दिर बनल जे राजा दोसराक मन्दिरमे कोना पूजा करताह।

मुदा हमहुँ रही मधुरापति कविक पुत्र केशव।

बियाहक दिन लगीचे रहै आ दोसर कोनो दिन सेहो नञि रहै। आ ओहि दिन मालतीसँ सभ गप भइये गेल छल।

कटही गाड़ीमे आगूक चाप आ पाछूक उलाड़, आगाँक चाप नीक कारण पाछाँ उलाड़ भेलापर गाड़ी उनटि जाएत। मुदा हम ओहिना गाड़ीकेँ उलाड़ केने बँसबिट्टी लग मालतीक इन्तजारीमे रही।

ओ आयलि आ गाड़ीपर बैसि गेलि। जे कियो रस्तामे देखए से डरे नञि टोकए जे गाड़ी ने उनटि जाइ एकर। एकटा पतरंगी चिड़ै देखि उल्लसित होअए लागलि मालती तँ आँगुरसँ हम ओकर ठोढ़ बन्न कऽ देलिऐ।

मालतीकेँ लऽ कऽ गाम आबि गेलहुँ, धोती रंगाइत छल। फेर जे मालतीक पता करबाक लेल आएल रहए तकरा पकड़ि राखल। आ 'कन्यादान के करत'क अनघोल भेलापर ओकरा सोझाँ अनलहुँ जे कन्यादान यएह करबाओत।

सलमशाही चमरउ जुत्ता उतारि धोती पहीरि हम विवाह लेल विध सभ पूर्ण केलहुँ। मालतीक सीथमे सिनुर हमरे हाथसँ देब लिखल जे रहै।

८

तकर बाद राजा बीरेशवर सिंह की करताह?

पञ्जीकारकेँ बजा कऽ हमर नाममे तस्कर उपाधि लगबाओल। मुदा मधुरापति अपन पुत्रक प्रति गर्वोन्नत्त। बाघक बेटा बाघ। पाञ्जि आ पानि अधोगामी मुदा खगनाथ झा- श्रीकान्त झा पाँजि, तस्कर केशवक श्रोत्रिय ओहिठाम विवाह कएलापर श्रोत्रिय श्रेणी विराजमान रहतन्हि।

आ सए बर्खक बाद आइ एहि गाममे कोनो नाटक होएतैक। सुल्ताना डाकू।

आ हम तस्कर केशव, मंगरौनी नरौने सुल्हनी- पराशर गोत्र, कवि मधुरापतिक पुत्र अपन गाथाक कोनो एकटा लक्षण एतए जमसम गाममे ताकि रहल छी। मुदा राजा बीरेश्वर सिंहक वएह पोखरि आ आब ढ़नमनाएल मन्डिल देखै छी, बेचारो घुरि कऽ लाजे एहि गाममे एबो नहि केलाह।

यएह पोखरि आ ढ़नमनाएल मन्दिर हमर प्रेमक अछि अवशेष।

## ३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२. 
ज्योति सुनीत चौधरी-मोनक गति



३.३.रूपेश कुमार झा त्योंथ- खायब की



३.४.शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.५.**गजेन्द्र ठाकुर-गीत-प्रबन्ध**-नाराशंसी



३.६.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा २२म खेप

-



३.७.श्यामल सुमन-कहू कि फूसि बजय छी?

  

३.८.१.-राजदेव मंडल-**मिझाइत दीया** २.जगदीश प्रसाद मंडल-गीत३.मनोज कुमार मंडल-फैशनक धमाल

स्व.कालीकान्त झा "बुच"



कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई0 मे भेलनि। पिता स्व0 पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व0 कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल। मैथिली पत्रिका- मिथिला मिहिर, माटि- पानि, भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डॉ0 बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डॉ0 विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि। मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल। श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि। डॉ0 दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि|

!! देसिल वयना क अस्तित्व!!

भुवनक सभ सँ मिठगर वयना,
वेन जकाँ अहाँ वाँटि देलहुँ ।
औ भलमानुष मिथिला नंदन,
मातृक देहक कुरी लगयलहुँ ।
केओ दछिनाहा केओ तिरहुतिया,
केओ वज्जि - सरैसा केओ कोशिकन्हा ।
एक्के नादि मे सभ मधुर चखै छी,
तखन विलग अछि छान ओ पग्घा ।
कत' छी हम सभ कत' हमर मिथिला,
कत' विदेह नोर खसवै छथि?
कत' वैरागी वनि विद्यापति वैसल छथि,
कत' सिया वेटी कुहरै छथि ?
अहाँ छी भलमानुष त' रहू,

हम अधम मुदा छी मिथिला भाषी ।
अहाँ पढ़ू अंगरेजी, फ्रेंच, जपानी,
आन वयना वाजू घुमैत काशी ।
नहि अछि हमरा द्वेष अहाँ सँ,
छोड़ू नहि अपन उत्थानक अवसरि ।
मुदा! द्रविड़, वंग गुजराती कें देखू,
हुनक वयना गेलनि आर्यावर्त मे पसरि ।
ओ नहि अपन भाखा कें छोड़लनि,
स्वभूमि हो वा हो प्रवास ।
नेना भुटका संग देसिल वयना वाजू,
जगाउ अगिला पिरही मे विश्वास ।
चन्दा सुमन यात्री मधुपक,
जुनि करू भावना पर अघात ।
दिवस निकट ओ आवि रहल अछि,
हेती मैथिली सभ सँ कात ।
जौं अपन वयना सँ सिनेह नहि राखव,
'माँ' भ' जेती अस्तित्व विहीन ।
ततक अस्तित्वक गप्प नहि पुछू,
जननी बिनु ओ स्वतः विलीन ।

**ज्योति सुनीत चौधरी**

**मोनक गति**

असगर बैसल एक कोठलीमे

दृष्टि कैद छल चारू देवारमे

मुदा मोन जा चुकल छलद ूर

अपन चालि सऽ मजबूर

विचरि रहल छल बीतल काल

सोचैत अनके आनक हाल

एकएक प्राणि जकरा स भेंटल

सबहक चिन्ता अपने मे समेटल

जँ जे भेलै से नहिं भेल होयतै

तऽ आहिके की हाल होयतै

सत्य के संग प्रयोगक साहस

कल्पनामे आन्हर भऽ केने बास

समय के मोल सऽ अपरिचित

कतेको दिन राति रहल छल बीत

एक एहेन उज्ज्वल भोर चाहीछल

जे असत्यके नींदमें जे सूतल छल

ताहि मोनके झकझोरिकऽ जगाबै

वास्तविकताक सुन्दरता बुझाबै

सत्यके संग कराबैत साक्षात्कार

काल्पनिक जीवन के प्रतिकार

आशावादिता जकर मूल धारणा

आगाँ बढ़क एक अद्भुत प्रेरणा


रूपेश कुमार झा त्योंथ

खायब की

नहि फुराइए लए कतय नुकाउ
संकट मे पड़ल निज जान ओ जी।
डार तोडि आब प्राण मंगैयए
धय ठोंठ ठिठियाए महगी।

आध पेट खा दिनराति
ढ़ेकरै छी भरि लोटा जल पी।
सुखा गेल बिनु बतिये
चार परक सजमनि लत्ती।

हार कांपय जाइत हाट हमर
साधंश नहि लेब तरकारी।
महगीक ई विकट धाह
ढनढना देलक भोजनक थारी।

लोक करत की अछि कानि रहल
मुदा सरकार नचैछ बजा पिपही।
परिवार बनल हो जेना पहाड़
टेकब कोना हम बनि टिटही।

चिंतित छी जे कोना जुरत
पोथीक टाका सेनूर टिकुली।

एहना मे की छोड़ा सकब
सोनरा सं हुनक हार हंसुली।

महगी बना देलक अछि हमरा
अयोग्य निरीह ओ अपराधी।
भेल अवस्था एहन हमर
अपने सं अपना कें दुत्कारी।

घर अबिते ताकय हमरा दिस
बैसल विवश बेटाबहुधी।
लागय जेना ओ पूछि रहल हो
खायब की खायब क़ी

शिव कुमार झा-**किछु पद्य** ३..शिव कुमार झा ''टिल्लू'',नाम : शिव कुमार झा,पिताक नाम : स्व0 काली कान्त झा ''बूच'',माताक नाम : स्व0 चन्द्रकला देवी,जन्म तिथि : 11-12-1973,शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा),जन्म स्थान : मातृक : मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम : ग्राम $ पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर,पिन: 848101,संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण,जे0 एम0 ए0 स्टोर्स लि0,मेन रोड, बिस्टुपुर
जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सॅ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक ,गतिवधि एवं मैथिलीक प्रचार - प्रसार हेतु डॉ0 नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चैधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्व मे संलग्न

!! अहॅंक ऑंचर (बाल साहित्य) !!

आव विसरव कोना सुनू जननी अहॉं,
कतेक निर्मल सेहंतित अहॅंक ऑंचर ।
हिय सिहकै जखन वहै लोचन तखन
नोर पोछलहुॅं लपेटि हम अहॅंक ऑंचर ।।
कोना अयलहुॅं खलक ? मोन नहि अछि कथा,
पवित्र पट सॅं सटल देह भागल व्यथा ।

सिनेह निश्छल अनमोल प्रथम सुनलहुँ मातृबोल,
मोह ममताक आन के' करत परतर ?

आव....................................................... ।।

दंत दुग्धक उगल, नीर पेट सँ वहल,
देह लुत्ती भरल कंठ सरिता सुखल ।
जी करै छल विसविस तालु अतुल टिसटिस,
मुँह मे लऽ चिवयलहुँ अहँक आँचर ।

आव....................................................... ।।

नेना वयसक अवसान ताक' चललहुँ हम ज्ञान,
कएलहुँ गणना अशुद्ध गुरू फोड़ि देलनि कान ।
सिलेट वाट पर पटकि माँक कोर मे सटकि,
तीतल कमलाक धार सँ अहँक आँचर ।

आव....................................................... ।।

देखि पाँचमक फल मातृदीक्षा सफल,
भाल तिरपित मुदा ! उर तृष्णा भरल ।
गेलहुँ कत' हे अम्बे कत' गेल आँचर,
ताकि रहलहुँ हम आँगन सँ पिपरक तर ।

आव....................................................... ।।

**गजेन्द्र ठाकुर**

**गीत-प्रबन्ध- नाराशंसी**

१

कोड़वाह ठाढ़ टिक्करक नीचाँमे

हलमहल कऽ कूटि माटि

सिलोहक बनल मुरुत ई मनुक्ख

छोलगढ़ियाक गुलाबीपाक

एहि बेर नहि जानि किएक रहल कचकुआह

आ बीतल कएक दिन, छठिहारी छठम दिन

कविक कविताक छन्दक रससँ उगड्डुम करैत

आ डराएल विश्वदेव जे पद्यक रस जे झझाएत तँ

पसरि जाएत सगर विश्वमे गायत्री नाराशंसीक संग

से ओ

कविक कविताकेँ छन्दक रसमे राखि दैत छथि

बलि दऽ दैत छथि

कविक कविताक छन्दक रसक बलि

आ गबैत छथि नाराशंसी।

आ आकांक्षाक अग्नि

पृथ्वीसँ द्युलोक दिस जाइत

माता पृथ्वीक हृदएक आगि

द्यौ पिताश्री पृथ्वीक पुत्र वा भाए

आलोकदीप्त ई नीलवर्णक आकास

अरणिमन्थनसँ प्रकाशित ई पृथ्वी

२

कर्कश बजरी सूगाक स्वर

ओतए धारक पलार लग

आ दूटा धारक हहाइत मोनियारक

भँसिआएल खेबाह कहुना निकलि गेल मुदा

आगाँ बढ़िते जक, बढ़ब आकि धँसब

झाँखीक झझिया करत सुरक्षित हमर गाम

दाह-बोह आएल, किएक ई

एकार्णवा, दह, जलामय, कनबहकँ झाँपि

खेधा-पौटी नाहक माङीपर बैसि

खसबैत बसेर जाल आ हम दोसर माङीपर बैसि खेबैत छी

ओहि जालकँ, दिशा निर्दिष्ट भऽ

कन्हेर करैत

जालक चारूकात ठकठकिया करैत

अनैत माँछकँ जाल दिस

टुस्सा, सारिलबला काठक तँ गाछी विलुप्त

बबुरबन्ना बनल ओहि पारक खेत, कमलाक रेत

बदहा पहिरने लोक, आ ई गाछ बृच्छ

ठाढ़ मुदा हरियरी, जेना दुःखी पीड़ित

टुस्साक निकलब, जेना आगमन कोनो अभागक

चारू कात पसरल कमलाक रेत, आ ताहि बीच टुस्सा निकलब

मुदा संकेत प्रायः कोनो आसक।

आ तखने ध्वनि

मधुर स्वर बला करार सूगाक

कंठ लग लाल दागी बला अमृत भेला सूगाक

स्वर अबैत बनि नाराशंसी।



गंगेश गुंजन:

जन्म स्थान- पिलखबाड़, मधुबनी।श्री गंगेश गुंजन मैथिलीक प्रथम चौबटिया नाटक बुधिबधियाक लेखक छथि आऽ हिनका उचितवक्ता (कथा संग्रह) क लेल साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। एकर अतिरिक्त मैथिलीमे हम एकटा मिथ्या परिचय, लोक सुनू (कविता संग्रह), अन्हार- इजोत (कथा संग्रह), पहिल लोक (उपन्यास), आइ भोर (नाटक)प्रकाशित। हिन्दीमे मिथिलांचल की लोक कथाएँ, मणिपद्मक नैका- बनिजाराक मैथिलीसँ हिन्दी अनुवाद आऽ शब्द तैयार है (कविता संग्रह)।१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)पुस्तक लेल सहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित ।

**अपन-अपन राधा २२म खेप**

जखन-जखन पृथ्वी पर पसरैये अनर्थ-अन्यायक वातावरण, लोक प्राणिमात्र होअ लगैत अछि--अपमानित प्रताड़ित आ अपमृत! सबजन हाहाकार मे तिरोहित भ' जाइत अछि स'भ नैसर्गिक मृदु- मधुर वाणी,स्वर ,शब्द, भाषा तथा अंग भंग होअ' लागि जाइत अछि जीवन-छन्दक, प्रकाश इजोत आगि दितहुँ बनि जाइत अछि- क्रान्तिहीन व्यर्थ क्रिया आ अन्हार भ' जाइत अछि काल प्रमुख मुखिया, जनजीवनक बसात बनि जाइत अछि दास,

मात्र किछु आ किछुए सत्ताक खास

बाट सबजनियाँ बनि जाइत अछि सदाक बास्ते राजा कंसक कारागार,

कारागार स्वयं बिन सेवा-सुश्रूषा, औषद-परिचर्याक प्राण लैत रोगीक अस्पताल,

डाक्टर-वैद्य चलि जाइत अछि अपन कोनो सुभीता-सुरक्षाक पाछाँ

दौड़ि क' नुकाय, लागि जाइछ करबा मे अपनहि प्राण रक्षाक उपाय..

.रोगी समुदाय-कष्टक गगन भेदी आर्त्तनाद पर्यन्त जखन अन्हर-बिहाड़ि मे उड़ैत धूरा् जकाँ

अकारथ प्रभावहीन बनि जाइत अछि, दुर्घटना ग्रस्त माए-बाप जकाँ लोक कें

अपन सकल स'र सम्बन्धी आप्त समाज

क्यो नहि पूछैत छैक, एत' धरि जे-' पीयब ज'ल?

कंठ सुखाइत हएत कैलौंहें बड़ी काल पीड़ा सहबा लेल चीत्कार...' नहि पूछ' औतैक कोय, नहि देखतैक आबि ओकर हालति, ओकर बाँचल खुचल देह-स्वास्थ्य| सौंसे स सौंसे होअ' लगतैक-टूट फूट, बाँचि ने जएतैक किछुओक कथूक मूल स्वरूप मनुक्ख सँ ल' क' वनस्पति पर्यन्त, आम भ' जेतैक

नीमक गाछ, नीम बेल, बेल आक-धथूर आ आक धथूर भ' जयतैक-तिटपर्री,

तिटपर्री स्वयं बनि जयतै सिक्कठिक बन-झाँखुर, बैर जामुन-लताम भ' जयतै झरकल दूभि,

साबे-खड़ही,कमल पुरइन भ' जयतै करमी लत्ती सेमार, माछ सर्प, सर्प चुट्टी

चुट्टी बताह हाथीक समूह, हाथी अपनो सँ पैघ दैत्याकारक नव बाघ-सिंहक बिकराल पतियानी...

मयूर भ' जायत विलुप्त, आश्चर्य की ? कनैत-कनैत कोइली कौआ| कौआ उड़ैत-उड़ैत अहर्निश सुनइत अपनहि काँव-काँव क' बनि जायत टर्र टर्र करैत व्यर्थक अप्रिय स्वर। सूगा-मैना-बगड़ा कचबचिया- नीलकंठ नहि रहत अपन अपन स्वरूप भ' जाइ जायत गिद्ध-चिल्हो। बगुलो होइत तँ रच्छ, नहि भ' जायत कए प्रजातिक सुन्दर रूपाकृति मे-बाज ! किछु आओर हिंसक अपन चांगुर कएने-तीख आँखि के केने आओर खुंखार।

पड़बा भ' जायत धरगर चक्कूक बर्छी वला चाँगुर महाकाल। मनुक्खक यैह राक्षसी रूपान्तरण आ सृष्टिक अधिकांश तत्व, पदार्थ प्राणिक विरुद्ध अस्वाभाविक अवतारणा-

जीवन विरुद्ध कार्यकलापक मचि जायत त्राहि-त्राहि।

सबटा बनि जाय लागत सहज स्वाभाविक। परिस्थितिक दासता मे मनुखक दबल कंठ अपन बौक होयबाक नियति के स्वीकारि लैत| आम-नीम भ' क' सिहकैत रहत आ मयूर-बाज बनि नोचैत रहत निरीह पड़बा सबकें चिबबैत रहत सपरिवार । नीलकंठ अपने नुकाएल फिरताह गाछ बृक्षक दोगे दोग। कतहु नहि भेटतनि सुरक्षा आ आश्रय। सब किछु भ' जाय लागत अपन-अपन अर्थ संकोच आ व्यवहार मे स्वाहा, समाप्त ।आ एहि प्रक्रिया मे आरंभ रहत कलियुगी पल-क्षण अति गतिक प्रवाह मे नव अपसृष्टिक होइत जाएत सत्ता-प्रतिष्ठा आओर तदनुरूप सम्राज्य..

ई सबटा प्रक्रिया समान्तर सृष्टिक ई समस्त गरल-प्रवाह मे जे झरकत, भ' जायत खकसियाह से मूलतः मनुखेक मन-प्राण। देह तँ बाद मे हएत मृतक स्वयं शिव सेहो गरल तं मने प्राण सँ कएलनि पान ! कोनो कि हुनकर देह ? भने भ' गेलनि गाढ़ नील वर्ण । घटित तं होइत छैक सबटा मने प्राण पर ने। एतहि होइत छैक विस्फोट, एतहि बजैत छैक-बाँसुरी।आ एतहि फुलाइत छैक कमल, कुहुकैत छैक कोइली, एतहि जन्मैत छैक विचार, एतहि सँ बनब प्रारम्भ होइत छैक-संसार।

मोन प्राणक जेहन जाति गोत्र तेहने तं संसारक निर्माण आ स्वरूप| मनुखक मोनप्राण तं रचय मनुक्खेक संसार| से मन प्राण से सौंस मनुक्ख कें डाहि क' कएल जाइत मानव विहीन भूमिक भ' जाय लगैत छैक सर्वनाश- उपस्थित रहैत छैक सम्मुख संसारक महाकाल,तं सबटा भ' जाइत छैक अस्थिर, आतंकित आ असुरक्षा सँ बेहाल। मात्र आर्तश्वरें चिकरब, चतुर्दिक आर्तनाद भरि सृष्टि पूर्वाभ्यास परिपक्व कलाकार जकाँ जेना एकहि बेर कर' लगैत अछि अपन-अपन इष्ट अपेक्षित आ अपना देवताक पुकार| एक संग तँ तकरहि ब्रह्माण्ड भरिक एकत्र एक बेरक एहि वाणी-स्वरक ध्वनि प्रतिध्वनि सँ फूटि जाइत अछि टुकड़ी-टुकड़ी आकाश आ छिरिया जाइत अछि टूटि क' भरि पृथ्वी फूटल कोहा-खापड़ि जकाँ एहि कालक साक्षात्कार प्रायः मनुष्य-जीवन-यात्राक थिक सर्वाधिक अशुभ प्रारब्धक ठाम !

से ठाम की हम स्वयं ई अभागलि राधेहिक देह-प्राण- चित्त ? से खेत कि ई हमर -हमरे देह होअ' श्रीकृष्ण महराज ? यैह निसाफ ?'

जानि ने ककरा पुछलखिन राधा ई प्रश्न बा मने मे उचरलनि, नहि जानि। जानथि श्रीकृष्ण !...

**श्यामल सुमन**

कहू कि फूसि बजय छी?

गप्पे टा हम नीक करय छी सबटा उनटा काज।
एहि कारण सँ टूटि रहल अछि मैथिल सकल समाज।
कहू कि फूसि बजय छी?

टाका देलहूँ बेटी देलहुँ केलहुँ कन्यादान।
ओहि टाका सँ फुटल फटाका मन मे भरल गुमान।
दाता बनल भिखारी देखियौ केहेन बनल अछि रीत,
कोना अयाची के बेटा सब माँगि देखाबथि शान।
कहू कि फूसि बजय छी?

